लोकवेद प्रकाशन-3

**प्रकाशक**
लोकवेद
शान्तिनिकेतन, शिवपुरी
पटना-800023

**प्रथम संस्करण**-2007
**प्रति** - तीन सय

**मुद्रक**
सरस्वती प्रेस
गोरखनाथ कम्पाउण्ड, बोरिंग केनाल रोड, पटना

**मूल्य** - एक सय टाका

SAMVĀDA
Edited by Ashok Rs. 100/-

# बेगरता संवादक

भाषा आ साहित्य संवाद आ सम्बोधन थिक। ई बात बहुतो गोटे कहैत छथि। संवाद ओ सम्बोधन लेल दोसर व्यक्तिक प्रयोजन होइत अछि। अपनेसँ गप करब एकालाप होयत। वार्त्तालाप नहि। एकालापसँ वार्त्तालापक प्रयोजन सिद्ध नहि भ' सकैत अछि। वार्त्तालाप लेल दोसर, तेसर व्यक्ति चाहबे करी। एकसँ बेसी लोकक प्रयोजन अहाँके समाजक बीच ल' जाइत अछि। जँ अहाँ बूझैत छी जे अहाँके समाजक कोनो प्रयोजन नहि अछि त' अहाँ निठ्ठाह भ्रम मे जीबै छी। अहाँके भाषा आ साहित्य सामाजिक बनबैत अछि। एहीठाम भाषा आ साहित्य स्वत: सामाजिक भ' जाइत अछि। समाजसँ बाहर ओकर कोनो अस्तित्व नहि, प्रयोजन नहि।

संवाद सन्देश सेहो होइत अछि। एहि लेल मैथिली मे समाद शब्द अछि। समाद लेल दोसर व्यक्ति चाही। जकरा समाद कहल जा सकय। ई समाद वस्तुत: तेसर व्यक्ति लेल अछि। दोसर व्यक्ति खाली समादक माध्यम हेता। समाद हुनकर उपयोग लेल नहि छनि। तेँ समादसँ हमरा लोकनिकेँ साहित्यिक संवादक अभीष्ट प्राप्ति नहि भ' सकैत अछि। संवादमे जे अर्थव्याप्ति अछि, व्यापकता अछि, से समादसँ पूरा नहि होइत अछि। सर्वप्रथम त' एक-दोसर सँ गपसप लेल, वार्त्तालाप लेल, सम्पर्क, सान्निध्य लेल संवाद जरूरी अछि। फेर, एक-दू-तीन होइत बहुत गोटेक संग संवाद कायम करब आवश्यक। समाजसँ, लोकसँ समदियाक माध्यमे गप करबसँ नीक अछि सोझे गप करब, प्रत्यक्ष संवाद करब। एस. एम. एस. क एहि युग मे त' संवादक प्रयोजन आर बढ़ि गेल अछि। संवाद सुविधाजनक भ' गेल अछि। तकनीकी सुविधोक उपयोग आब क' सकैत छी। मुदा समादे दही पहिनहुँ नहि जमैत छल। आब आरो कठिन। तहिना वार्त्ता लैयो लेलासँ संवादक खगता बनले रहैत अछि। तेँ गपसप, वार्त्तालाप, संवाद जरूरी।

मैथिलीक विभिन्न मान्य कथाकार, आलोचक संग भेल एहि संवाद के सन्धान पत्रिकामे प्रकाशित कयल गेल छल। साकेतानन्दक उपन्यास सर्वस्वांत पर मोहन भारद्वाजक संग संवाद घर-बाहरमे निकलल रहय। प्रभास कुमार चौधरीक संग संवाद नहि भ' सकल। ओ बिना संवादे के शरीर छोड़ि देलनि। ताहि दुख के सार्वजनिक करब जरूरी मानि ओहि प्रश्ने सभकेँ सधान-3 मे प्रकाशित कयल गेल। प्रभासजीक शरीर ने छूटि गेलनि हुनकर रचना त' हमरा सभ लग अछि। ओहि

रचना पर आधारित संवाद लेल केवल प्रभासेजी पर कियैक आश्रित रहल जाय? हुनकर रचनामे निहित वस्तुतथ्यक आधार पर एक-दोसरासँ अथवा बहुतो गोटासँ त' संवाद कयले जा सकैत अछि। तैं परिशिष्ट मे प्रभासजीकेँ पठाओल गेल प्रश्न, जिज्ञासा सभकेँ पुनः एहि पोथीमे प्रकाशित कयल जा रहल अछि। सन्धान, घर-बाहरमे मुदा एहि संवाद सभकेँ वार्त्ता, अन्तरंगवार्त्ता आदि शीर्षकसँ प्रकाशित कयल गेल छल। आइ हमरा लगैत अछि जे एकरा सभकेँ समेटि क' संवाद कहल जाय। वस्तुतः संवादक खगता बुझलाक बादे एहि पोथीक प्रकाशन हमरा जरूरी बुझायल अछि। ओना कहैत त' छला भाइ मोहन भारद्वाज बहुत दिनसँ जे एकरा सभकेँ पोथीक रुपमे प्रकाशित क रु मुदा हम कान-बात नहि दैत रही। जखन कान-बात देलहुँ आ पोथीक रूपमे सम्पादित-प्रकाशित करबाक निश्चय कयल त' सभ सँ पहिने जत' जत' वार्त्ता आदि पत्रिकामे लिखल छल तकरा पोथीमे संवाद शीर्षक देलहुँ आ अन्ततः पोथियो भ' गेल संवाद। तकरबाद आन कोनो परिवर्तन जरूरी नहि बुझायल। खाली अपन सम्पादकीय टिप्पणीक किछु शब्द बदलल आ टिप्पणी ओ प्रश्न सभक वर्त्तनी बदलबाक मोन भ' गेल। से क' देलियैक। आन सभ किछु यथावत्। पोथीक विभिन्न संवाद लिखित संवाद थिक। तारानन्द वियोगीकेँ छोड़ि आन कियो पूरक प्रश्न नहि केलनि। मुदा सभ लिखित। प्रश्न आ उत्तर लिखित। मायानन्द मिश्र आ मोहन भारद्वाजक संग भेल संवाद कहल-लिखल। बिना आशुलिपिक मैथिलीमे डिक्टेशन।

कहल जाइत अछि जे मैथिलीमे जे लेखक छथि सैह पाठको। भले ही ई बात सम्पूर्णतः सत्य नहि हो मुदा जँ लेखकसँ अतिरिक्त पाठककेँ ताकब त' से दृष्टिगोचर नहि हेता। पाठकक उपस्थिति कखनो अनुभवो करब त' से मौखिक टिप्पणी अथवा पत्रिकामे छपल चिट्ठी-पत्री धरि सीमित भेटत। ई पाठक मुदा लेखक-सम्पादकसँ फराको छथि। एहिमे मैथिलीक गतिविधि मे आन तरहेँ संलग्न पाठक सेहो छथि। हिनको मुदा, साहित्यक पाठक रूपमे कोनो संवाद करबाक बेगरता नहि बुझयलनि अछि। लेखकोवर्गक जे लोक छथि से कोनो रचना पढ़ि क' मोने-मोन ओकरा राख' चाहैत छथि। रचनासँ बेसी रचनाकार पर मौखिक टिप्पणीमे बेसी मोन लगैत छनि। रचनाक वस्तुतथ्य पर आधारित विचार-विमर्शकेँ गति देबाक जरूरत नहि बुझैत छथि। रचनाक अभिप्रायकेँ समकालीन दृष्टि ओ सन्दर्भक अनुकूल विवेचनक चेतना जेना अनुभवे नहि करैत छथि। ई सभटा मात्र एहि दुआरे कह' पड़ि रहल अछि जे संवाद लेल कोनो उपक्रम करैत बहुत कमे साहित्यकर्मी भेटैत छथि। लगैत अछि जेना पाठकीय दायित्वकेँ हमरालोकनि पाठक रहियोक' बिसरि रहल छी। इहो कहि सकैत छी जे हम सभ पाठके जेना नहि रहि गेल छी।



हमरालोकनिक दायित्वहीनता मैथिली साहित्यक परिदृश्यमे एक नकारात्मक ओ उत्साहहीन वातावरण बना देलक अछि। हमरासभ पहिने छपाइ-सफाइ के दोष दैत सुनल जाइत छलहुँ। मुदा आब नीकोसँ छपल पोथी अपनाके पढ़ा नहि पबैत अछि। जँ पढ़ा लेलक त' चर्च-बर्च नहि करैत छी।

संक्षेपमे, हमरा लगैत अछि जे हम सभ लेखक चुनि ली। हुनकर सभ रचना पढ़ि जाइ। जँ ओ विभिन्न विधाक रचनाकार छथि आ हुनक कोनो एके विधासँ सम्बन्धित संवाद चाहैत छी त' ओहि विधाक सभ रचना अवश्य पढ़ि लेबाक चाही। मुदा ओहि लेखककेँ समग्रतामे पढ़ि लेलाक बादे ई निर्णय करी कि हुनका संग हुनक सभ विधा पर संवाद करब कि कोनो एके विधा पर। ई सभ एतेक विकछा क' लिखबाक प्रयोजन जे हमरा सभ एके लेखककेँ पहिने सम्पूर्णता मे देखी-पढ़ी। तखन हुनका संग संवाद लेल मोन बनाबी। संवादक प्रश्न सभ तैयार करी। फेर मौखिक (टेपंकित) वा लिखित संवाद शुरू करी। तत्काल हम संवाद-गपसप, वार्त्तालाप लेल कह' चाहब। आउ, हमरालोकनि अपन साहित्यकेँ जानी-बूझी। एहि लेल साहित्यकारलोकनिक संग संवाद करी। मैथिली साहित्यक परिदृश्यमे व्याप्त नकारात्मक, उत्साहहीन वातावरणकेँ तोड़ब आइ सभसँ बेसी जरूरी काज थिक। परिदृश्यमे सार्थक, सकारात्मक ओ उत्साहक वातावरणक निर्माण करब लेखक-पाठकक दायित्व थिक। से बिना संवादे सम्भव नहि। तैं संवादक प्रयोजन एखन गम्भीरतासँ अनुभव कयल जा रहल अछि। ओही प्रयोजनक पूर्ति लेल साकांक्ष होइत डेग उसाहबाक विनम्र प्रयास थिक ई-संवाद। किछु लेखकलोकनिक संग संवाद। एहि क्रममे ई मोन रखबाक थिक जे ई मात्र एक शुरूआत थिक। एहन बहुतो आर कथाकार, आलोचक छथि जिनका संग संवाद जरूरी मानियो क' से सम्भव नहि भ' सकल अछि। एहि पोथीक प्रकाशनमे विलम्बक एक कारण ईहो रहल जे किछु जरूरी कथाकार, आलोचकसँ संवादक पश्चाते हम ई पोथी प्रकाशित कर' चाहैत रही। मुदा अन्ततः एहि तर्कसँ सहमत भेलहुँ जे जतबे भ' सकल अछि एखनधरि, ताहि सँ शुरू त' कयल जाय।

मुदा मैथिली साहित्यक ई संवाद कथे-साहित्य धरि सीमित अछि। वस्तुतः कही त' कथे पर केन्द्रित। ओना कथा आ कथालोचन दूनू संवादक विन्दु बनल अछि। एही संग उपन्यास सर्वस्वांत पर आधारित संवादकेँ एहि पोथीमे सम्मिलित क' नहि केवल कथ्य अपितु शिल्पकेँ विस्तार देबाक आकांक्षा सेहो अकानल जा सकैत अछि। अहू रूपमे ई मात्र आरम्भ। आनो बहुत उपन्यास अछि जे एहि शैली मे समीक्षाक लेल उपयुक्त भ' सकैत अछि।

एहि पोथीक सम्पादनक क्रम मे फेर सँ सभ संवादकेँ पढ़' पड़ल अछि। पढ़बाक क्रममे पहिल अनिभूति त' ई भेल जे वस्तुतः ई संवाद जानल-मानल साहित्यकारलोकनिक संग भेल अछि। से बहुत गम्भीरता आ आपकताक संग। दिमाग आ हृदयक अद्भुत

सम्मिलन एहि मे दृष्टिगोचर होइत अछि। बहुतोठाम जिज्ञासाक जेहेन सटीक ओ फड़िछायल उत्तर भेटल अछि से बहुते खुशी दैत अछि। दोसर अनुभूति ई भेल जे ग्रहणशीलता संवादक लेल जरूरी तत्व थिक। वस्तुत: एअरटाइट दिमाग सँ कोनो संवाद सम्भव नहि भ' सकैत अछि। तेसर, जाहि प्रकारेँ साहित्यकारलोकनि खुलिक' गप्प केलनि अछि से हुनकर रचना आ व्यक्तिकेँ चिन्हबाक-बुझबाक अवसर दैत अछि। रचनाकेँ बुझबाक लेल रचनाकारकेँ चीन्हब त' आवश्यक होइते अछि। चारिम, एहि सम्पूर्ण संवाद मे प्रश्न सभक द्वारा कतहु वितंडा ठाढ़ करबाक, विवाद उत्पन्न करबाक, आक्षेप करबाक कोशिश नहिये जकाँ भेटत। कतहु-कतहु जँ कने टीज करबाक कने चौल करबाक प्रसंग भेटैत अछि त' से संवादमे रोचकता आनि देलक अछि। पाँचम, संवादक माध्यमसँ रचनाकारक सोच-विचार-संवेदना आ व्यक्तित्व सेहो समक्ष अबैत अछि।

कथा-साहित्य पर आधारित एहि संवादमे बहुतो प्रासंगिक विन्दु पर चर्चा भेल अछि। कोनो एक विन्दु पर एके गोटा सँ वाद-विवाद भेटैत अछि। मुदा कोनो एक विन्दु पर कैक गोटासँ चर्चा सेहो कयल गेल अछि। ई चर्चा भले ही कोनो अंतिम निष्कर्ष पर नहि पहुँचल हो विमर्शकेँ आगू बढ़बैत अछि अवश्य। सम्पूर्ण संवाद मे ई अकानल जा सकैत अछि जे कथाक सामाजिक सरोकारकेँ संवाद मे महत्वपूर्ण स्थान देल गेल अछि। वस्तुत: मैथिली कथा समाजसँ सामान्यत: जुड़ल रहल अछि। समाजक जरूरतकेँ सभ दिन, सभ युगमे ध्यान मे राखल गेल अछि। एहि संवाद मे सामाजिक समस्या, समाजक विकास, परम्परा ओ प्रगतिशीलता, आधुनिकता, क्षेत्रीय समस्या, संस्कृति, इतिहास आदिक संग कथाक इतिहास, विकास, प्रवृत्ति, भाषा आ भारतीय कथाक बीच मैथिली कथाक फराक परिचिति कायम करबाक बिन्दु सभ पर चर्चा भेल अछि। रचना-प्रक्रिया पर भेल गप्प सेहो ध्यान देबा योग्य अछि।

एहि पोथी मे सातटा संवाद अछि आ एकटा संवादक खाँहिस। प्रभास कुमार चौधरीक संग संवाद नहि भ' सकल। प्रभासजी उत्तर नहि पठा सकला। मुदा प्रभासजी की उत्तर द' सकैत छला ताहि मादे हुनकर रचनासँ उत्तर पयबाक प्रयत्न त' कयले जा सकैत अछि। तैं एहि दिशामे आगू बढ़बाक लेल पाठकलोकनिकेँ प्रश्न सभ सुनझा रहल छी। ओना सातटा जे संवाद अछि सेहो कोनो अंतिम संवाद नहि थिक। मुदा जतेक दूर बढ़ल अछि ओकर आधार पर संवादकेँ आगू आर बढ़बाक गुंजाइश त' दृष्टिमे अबिते छैक।

अन्तमे फेर, ई संवाद एक आरम्भ थिक। एकरा आरम्भे मानिक' चलबाको चाही।

14.11.07 — अशोक

पटना



# अनुक्रम

मायानन्द मिश्रसँ रमण कुमार सिंहक संवाद

# मैथिलीमे नारी पर साहित्य नहि लिखल गेल

[साहित्यमे विशेषतः कथा साहित्यमे अपन माटि-पानिक अभिव्यक्ति होमक चाही। कथाकारकें संस्कृति के आभ्यान्तरिकता ओ वाह्यरूप दुनू मे उचित संतुलन बना क' चल' पड़त। आ जखने ई संतुलन रहत तखने ओ भारतक मैथिली कथा कहा सकत।'

मैथिलीक ख्यातनामा कथाकार मायानन्द मिश्र साहित्य, मंच, आन्दोलन सभसँ व्यापक रूपें जुड़ल रहला अछि। उपन्यास, कथा, कविता, गीत आदि अनेक विधामे लेखन कयनिहार माया बाबूक प्रिय विषय मिथिला आ मिथिलाक प्राचीन इतिहास ओ संस्कृति सेहो अछि। एहन व्यापक अध्येता, रचनाकारसँ युवा आ सम्भावनासँ भरल कवि-समीक्षक रमण कुमार सिंह अनेक महत्त्वपूर्ण आ मननयोग्य उत्तर एहि संवादमे प्राप्त केलनि अछि।]

*मैथिली कथा साहित्यक वर्त्तमान स्थिति पर अपनेक विचार? अपन पीढ़ीक कथा आ तेकर बादक पीढ़ीक कथा पर अपनेक केहन विचार अछि?*

आजुक युग मीडिया ओ प्रकाशनक युग थिक। आधुनिक साहित्य एहि सँ प्रभावितो अछि तथा एहिसँ लेखनकें प्रेरणो-प्रोत्साहन भेटैत अछि। मैथिलीमे प्रकाशनक घोर संकट अछि। पुस्तक प्रकाशन तँ अंधकारमय अछिये 'भारती मंडन' कें छोड़ि समस्त मैथिली जगतक केन्द्रीय स्तर पर बहुप्रचारित ओ लोकप्रिय पत्रिका सेहो नहि अछि। 'आरंभ' अछि मुदा ओ प्राय: अनियतकालीन अछि। शेष पत्रक जा प्रचार-प्रसार होब' लागैत अछि ता ओ बन्दे भ' जाइत अछि। (दिल्लीसँ प्रकाशित 'अंतिका' भरिसक तावत

जगजिआर नहि भेल छल-सम्पादक) एहन स्थितिमे लेखनमे गतिरोध आबि जाइत अछि। आ तें समकालीन मैथिली कथा साहित्यक विकास संतोषजनक नहि बुझना जाइछ। विगतमे 'वैदेही', 'मिथिला दर्शन' ओ बादमे 'मिथिला मिहिर' कथा-विकासक दिशामे बहुत योगदान कयने अछि। एहन नियमित ओ बहुप्रचारित पत्र-पत्रिकाक अभावसँ लेखन हतप्रभ ओ उदास अछि। तखन एहन अंधकारक स्थितिमे 'सगर राति दीप जरय' मे एकटा प्रकाश किरण देखबामे अबैत अछि। नवीन कथाकार सभक कथा जगतमे प्रवेश भ' रहल अछि जे शुभलक्षण थिक किन्तु नवीन कथाकारलोकनिमे (किछुमे) उचित श्रमक किछु अभाव देखबामे अबैत अछि। प्रतिभा, अध्ययन ओ अभ्यासक उचित संतुलनसँ नीक लेखन भ' सकैछ। समकालीन नवीन कथाकारलोकनि अन्य-अन्य भाषाक कथा साहित्य प्रायः कम पढ़ि रहलाह अछि, जाहिसँ दृष्टिक विकास नहि होइत अछि। पछिला युगमे ललित ओ राजकमल बहुत पढ़ैत छलाह, विशेषतः अंगरेजीक कथा साहित्य। किछु किछु हमहूँ पढ़ैत छलहुँ। एकर प्रभाव हिनकालोकनिक कथा-शिल्पमे अवश्य भेटत। दोसर हमरालोकनि (ललित, राजकमल ओ मायानन्द मिश्र) एक्के कथा पर अनेक समयधरि सोची, गप्प करी परस्पर आ तखन दुइ-दुइ तीन-तीन बेर एक्के कथाकेँ लिखी आ तखने प्रकाशनमे जाय। लगैत अछि समकालीन नवीन कथाकारमे प्रतिभाक आधिक्य अछि तें अधिक श्रमक प्रयोजन नहि पड़ैत अछि! जे हो, समकालीन मैथिली कथा परिमाण ओ परिणाम दुनूमे प्रर्याप्त संतोषजनक नहि अछि। तथापि जतबा साधन ओ सुविधा तथा स्थिति अछि ताहिमे निराशाक तेहन प्रयोजन नहि अछि। किछु नवीन कथाकार अतिसशक्त रूपमे आबि रहल छथि जे भविष्यक प्रति उत्साहिते करैत छथि। अस्तु।

*मैथिलीक किछु कथाकारक कहब छनि जे मैथिली कथाकेँ मिथिलेक माटि-पानिक गप्प कहबाक चाही। अपने एहि विचारसँ कतेक सहमत छी? एहि माटि-पानिकेँ अहाँ कोन रूपमे रेखांकित करैत छी?*

अहाँक एहि प्रश्नक सम्बन्ध कथाक 'कथ्य'सँ अछि जे मूलतः साहित्यक आत्मा थिक। आ ई प्रश्न बीच-बीचमे अनेक बेर उठाओल गेल अछि। एहि प्रसंग हमर किछु स्पष्ट धारणा ओ मान्यता अछि। देखू



साहित्यकेँ समाजक दर्पण कहल गेल अछि। जँ ई सत्य तँ साहित्यमे समाजक सांस्कृतिक अभिव्यक्ति व्यापक रूपें होइत अछि। स्वयं सांस्कृतिक आभ्यन्तरिकता, जकर सम्बन्ध मानवीय मूल्य स्थायी भाव ओ संवेदनासँ अछि जाहि कारणे ओ सार्वदेशीय ओ सार्वकालिक अछि-ताहि मे कोनो परिवर्त्तन नहि होइत अछि। किन्तु (सांस्कृतिक) बाह्य रूपमे देशानुरूप ओ कालानुरूप परिवर्त्तन अबैत चल जाइत अछि। एहि कारणे साहित्यमे शाश्वत मूल्यबोध ओ युगीनताक नवीनता दूनू रहैत अछि। आ एहि कारणें विभिन्न देशीय (क्षेत्रीय) ओ भिन्न कालक साहित्यमे विभिन्नता रहैत अछि जे ओकर विशेषतो थिक, अनिवार्यतो थिक, स्वाभाविकतो थिक ओ विवशतो थिक।

विभिन्न महादेश जकाँ भारत राष्ट्रक एकटा संस्कृति अछि जे समग्र राष्ट्रीय स्तर पर एक अछि किन्तु से अछि आभ्यन्तरिकताक स्तर पर। अन्यथा बाहयरूपमे एकहि राष्ट्रमे अनेक विभिन्नता ओ विशिष्टता अछि। साहित्यमे एहि दुनू स्वरूपक अभिव्यक्ति होइ अछि। आ तें समग्र भारतीय साहित्य (आन्तरिक स्तर पर) एक होइतहुँ अपन-अपन विभिन्नता ओ विशिष्टताक संग उपस्थित अछि जाहिसँ ओ विभिन्न क्षेत्रीय स्तर पर चीन्हल जाइत अछि। यैह क्षेत्रीयता साहित्यकेँ प्रामाणिक सेहो बनबैछ आ स्वाभाविक रूपसँ विश्वसनीय सेहो बनबैत अछि।

एखन वैश्विक एकता ओ ग्लोबल विलेजक नारा जोर-सोरसँ देल जा रहल अछि जे 'बसुधैव कुटुम्बकम्' ओ विश्व शान्ति लेल अति आवश्यक। किन्तु ई नारा ताहि लेल नहि अछि। तकर प्रमाण थिक विभिन्न विकसित देश के युद्ध-सामग्रीक अखंडित रूपमे विपुल निर्माण ओ व्यापक व्यापार। ई थिक समकालीन विश्वक विरोधाभास। वस्तुतः ई दुनू नारा थिक नव सम्राज्यवादीक आर्थिक शोषण लेल प्रचारित आकर्षक भ्रमात्मक लोभनीय तर्कजाल। अस्तु। अहाँक मूल प्रश्न पर अबैत छी। जँ एहि बात के मानि ली जे साहित्यमे 'भोगल' यथार्थक अभिव्यक्ति आवश्यक जे ओकरा विश्वसनीयता, स्वाभाविकता, प्रामाणिकता ओ यथार्थता दैत अछि तँ ओहि मे क्षेत्रीयताक अभिव्यक्ति होमक चाही। कथाकारकेँ संस्कृति के आभ्यन्तरिकता ओ वाहयरूप दुनूमे उचित संतुलन बना क' चल' पड़त। आ जखने ई संतुलन

रहत तखने ओ भारतक मैथिली कथा कहा सकत। सांस्कृतिक निजत्वसँ भारतीय कथामे कोना भिन्नता अबैत अछि तकर एकटा उदाहरण देखल जा सकैछ। राजिन्दर सिंह बेदीक कथा 'गुलाम' ओ उषा प्रियम्बदाक 'वापसी' तथा मैथिली कथा 'चन्द्रबिन्दु' क कथावस्तु एक अछि। समकालीन भारतीय जीवनक कथा। किन्तु सांस्कृतिक भिन्नतासँ कथ्य ओ कथन-भंगिमा कोना बदलि जाइछ से देखल जाय। 'गुलामक' वृद्ध सिख घरमे बेकार नहि बैसि सकैछ तैं अवकाश प्राप्त होइतहुँ पुन: काजक खोज मे घरसँ चलि जाइछ। 'वापसी'क वृद्धकेँ घरमे क्यो सहन नहि क' पबैछ तैं घरसँ चलि जाइछ। आ चंद्रविन्दुमे वृद्धकेँ दूनू बेटा अपना लगमे राख' चाहैछ। किन्तु वृद्ध स्वयं एडजस्ट नहि क' पबैछ तें चलि जाइछ। ई तीनू कथा एक्के भारतीय कथा होइतहुँ क्षेत्रीय सांस्कृतिक भिन्नताक कारणे भिन्न भिन्न क्षेत्रीय कथा थिक। एहेन अनेक उदाहरण देल, देखाओल जा सकैछ।

*मैथिली कवितामे विविध आन्दोलन भेल (खाहे अधिकांश असफले रहल) मुदा मैथिली कथा साहित्यमे तेहन कोनो विविध तरहक आंदोलन नहि भेल। कियै? जे आंदोलन (सगर राति दीप जरय) चलि रहल अछि तेकर सार्थकता आ प्रासंगिकता?*

देखू, गतिशीलताक कारणे, जकर अनेक कारण अछि, समाज ओ बाह्य संस्कृति रूपमे त्वरित परिवर्त्तन अबैत अछि। ई स्थिति मध्यकालमे नहि अपितु 19म शताब्दीक पश्चात प्राय: विश्व भरिमे भेल। किन्तु विशेष भेल वैज्ञानिक ओ आर्थिक विकासक कारणे इग्लैण्डक समाजमे। आ तैँ अंगरेजीक रोमांटिक काव्यक पश्चात अनेक काव्यान्दोलनक जन्म भेल। कहल त' ईहो जाइत अछि जे 20म शताब्दीमे प्राय: दस-बीस वर्ष पर ओहिठाम काव्यक स्वरमे परिवर्त्तन अबैत रहल अछि आ नवीन काव्यान्दोलनक जन्म होइत रहल अछि। हिंदीमे किछु एहि प्रभावक कारणे ओ किछु निज प्रयोजने छायावाद, प्रगतिवाद, प्रयोगवाद एवं नई कविताक रूपमे ठाढ़ भेल। काशी, इलाहाबाद, दिल्ली ओ कलकत्तामे कतिपय कारणे अधिक गतिशीलता रहल। तैँ विभिन्न वैचारिकता ओ पाश्चात्य प्रभावक कारणे अनेक काव्यान्दोलन ठाढ़ भेल। मिथिलांचलमे गतिशीलता सेहो कम रहल तथा प्रभाव ग्रहणक प्रवृत्ति सेहो कमे रहल, जे शुभलक्षणे थिक। मैथिलीक विशेषत: आधुनिक



काव्य जगतमे प्रभाव ग्रहणक कारणे विभिन्न काव्यान्दोलन नहि ठाढ़ भेल। एहि ठाम 1930ईक पश्चात मुख्य रूपे दूइये गोट काव्यान्दोलन रहल। एकटा संस्कारवादी काव्य रूप के आ दोसर 1958क स्वरगंधा तथा 1960 ई अभिव्यंजना-मिथिला मिहिरक कारणे 'नवीन काव्य' रूप केर, जकरा अनेक नाम देल गेल आ जाहिमे समकालीन सामाजिक चेतनाक अभिव्यक्ति भेल अछि, जकर कथन भंगिमा सर्वथा अपरम्परागत ओ भिन्न अछि।

जहाँ धरि कथा साहित्यमे विभिन्न आन्दोलनक प्रश्न अछि से विश्वो कथा साहित्यमे कम्मे भेल। सामान्यत: विश्व भरिक विशेषत: भारतीय कथा साहित्यमे दूइये टा कथा धारा रहल। रोमांटिक कथा धारा- जाहिमे घटनाक विशेषता रहैत छल, दोसर यथार्थवादी कथा-धारा जाहिमे मनोविश्लेषणक प्रमुखता अछि। मैथिली कथा साहित्यमे अतियथार्थवादक प्रवेश नहिये जकाँ भेल। असलमे कथा साहित्यमे अनेक आन्दोलनक प्रयोजनो नहि अछि। जँ नाम ओ नारा देल जाइछ तँ ओ घोर प्रभाव ग्रहणक लोभाकर्षण थिक।

स्मरणीय अछि जे 'सगर राति दीय जरय' कोनो कथा आंदोलन नहि अपितु लेखन विकासक प्रयास थिक, आ से विकास-प्रयास निरंतर चलैत रहक चाही।

*कथामे विचारक दबावकेँ अपने कोन रूप मे लैत छी?*

कोनो कथा हो वा कोनो रचना ओहिमे वैचारिकता तँ रहितेटा अछि अन्यथा ओ रचना असफले टा नहि अपितु उद्देश्यहीन सेहो भ' जायत। वैचारिकते कोनो रचनाक कथ्यक निर्माण करैत अछि आ यैह कथ्य रचनोक मेरुदण्ड बनैत अछि।

*की आजुक कथामे जिनगीक कोमलता आ की सौन्दर्यक लेल कोनो जगह बाँचल अछि?*

जीवन आशा-निराशा, सुख-दुख आ उत्थान-पतनक समग्रताक नाम थिक। ओ एकांगी नहि थिक। आ साहित्यमे समग्र जीवनक अभिव्यक्ति होइत अछि, आ तेँ जँ साहित्यमे जीवनक संघर्ष ओ कठोरताक अभिव्यक्ति होइत अछि तँ ओकर कोमलताक अभिव्यक्ति सेहो स्वत: भइये जाइत अछि। साहित्यक तँ अभिप्रेते थिक 'सत्यं शिवम् सुन्दरम्'।

*एकटा शिकाइत सुनबामे अबैत अछि जे जाहि अनुपातमे जनसंख्या बढ़ल ताहि अनुपातमे पाठक नहि। अपितु पाठकक अनुपातमे निरंतर कमिये भेल जा रहल अछि, कियै? की एहि लेल स्वयं रचनाकार आ की हुनक रचना उत्तरदायी नहि अछि?*

जनसंख्या विकासक संग ने शिक्षाक विकास भेल अछि आ ने आर्थिक विकास भेल अछि। गरीबी रेखा निरंतर ऊपर ऊठिक' उच्च मध्यवर्ग दिस आबि रहल अछि। समाजक सम्पत्ति असीमित जन समाजमे वितरित नहि भ' के एकटा सीमित वर्गमे जमा भ' रहल अछि। एहि वर्गकेँ साहित्यक प्रयोजन नहि अछि, ड्राईंगरूममे सजावटोक लेल नहि। शेष समाज भौतिक-मौलिक आवश्यकताक पूर्तियेमे अपस्यांत अछि। शिक्षाक अभाव अछिये। एहि अभावक प्रभाव विशेषत: प्रकाशन-वितरण प्रणाली पर पड़ि रहल अछि। दोसर दिस, लोकक जीवन संघर्षक कारणे व्यस्तता बढ़ि गेल अछि आ ताहि पर इलेक्ट्रानिक मीडियाक बचल खुचल समय पर भयानक आक्रमण। कुल मिलाक' 'पठनीयता घटिक' शून्य स्थिति पर आबि गेल अछि जकर प्रभाव प्रकाशन वितरण आ अंततोगत्वा लेखन पर पड़ि रहल अछि। ई स्थिति प्राय: समस्त भारतीय भाषा साहित्यक अछि। मैथिलीक किछु विशेष अछि। मैथिलीक प्रकाशन संकट मैथिली लेखनकेँ अतिशत प्रभावित क' रहल अछि। वस्तुत: मैथिली लेखन विवश ओ असहाय भ' रहल अछि निरन्तर।

*आइ मैथिलीमे एहन कोनो रचना कियै नहि भ' पाबि रहल अछि जेकर अखिल भारतीय स्तर पर चर्चा हुअय? जँ लिखाय रहल अछि तँ चर्चा कियैक नहि होइत अछि? आन भारतीय भाषाक तुलनामे मैथिली कथाक मादे अपनेक विचार?*

देखू, जीवनक वैविध्य साहित्यमे वैविध्य अनैत अछि। जीवनक संघर्ष साहित्यकेँ प्रखर बनबैत अछि। एहि वैविध्य ओ संघर्ष लेल दक्षिण भारतीय जीवनकेँ बम्बई (मुम्बई), मद्रास, बंगलोर सन तथा बंगालकेँ कलकत्ता एवं हिन्दी भाषी क्षेत्रकेँ दिल्ली, इलाहाबाद आदि सन नगर भेटल अछि। एहि सब क्षेत्रक साहित्यकार संघर्षशील रहलाह तथा दृष्टि वैविध्यपूर्ण रहल



जकर प्रत्यक्ष प्रभाव एहि सब क्षेत्रक कथा साहित्य पर देखबामे अबैत अछि। एहि सब दृष्टिमे मैथिली कथाकारक समक्ष संकट अधिक अछि। एहि कारणें मैथिलीमे ग्रामीण परिवेशक कथाक अधिकता अछि। अवश्य किछु श्रेष्ठो कथा लीखल गेल अछि जकरा कोनो भारतीय भाषाक कथाक समक्ष ठाढ़ कयल जा सकैछ।

*एम्हर विश्वमे जे किछु वैचारिक बदलाव भेल अछि जेना उत्तर आधुनिकता, सरंचनावाद, विखंडनवाद... आदि-आदिक कत्ते प्रभाव मैथिली कथा पर अछि? जँ नहि अछि तँ कियैक?*

उत्तर आधुनिकता शब्द काल अवधारणाक नहि, अपितु आर्थिक रूपें नव साम्राज्यवादक स्थापन लेल विकासशील राष्ट्रक शोषण लेल देल गेल नारा थिक जे इतिहास ओ अतीतकेँ नकारबा लेल कहैत अछि। भारत विशेषत: मिथिलांचलमे से संभव नहि अछि। ओना एहि षड्यंत्रक एकटा अन्य रूप उपभोक्ता संस्कृतिक रूपमे भारतीय समाजमे प्रवेश क' रहल अछि। वस्तुत: उपभोक्ता संस्कृति संपन्न समाजक विकृति थिक। मिथिला सन विपन्न समाजमे एकर प्रवेश व्यापक रूपें नहि बुझाइछ। जँ से भेल तँ अवश्ये ओहन साहित्य लिखाओत।

*अहाँक लेखनक शुरूआतमे हरिमोहनबाबूसँ प्रभावित "भाँगक लोटा" संग्रह प्रकाशित भेल छल। मैथिली पाठकक एकटा पैघ समूह अखनो हरिमोहन बाबूक कथा शिल्पक विकासक जरूरति बुझैत छथि। तखन अहाँ अपन संग्रह 'भाँगक लोटा' केँ खारिज करैत छी, से कियैक?*

प्रो. हरिमोहन बाबूक 'प्रणम्य देवता'क प्रचंड प्रभाव प्रतापें 49-50 ई. मे किछु हास्य कथा लिखने छलहुँ जे 51 ई. क 'भाँगक लोटा' मे संकलित अछि। जाहिमे मौलिक प्रतिभाक अभाव निश्चये अछि। किन्तु कालांतरमे सन् 80 ई. क आसपास किछु शुद्ध राजनीतिक जीवन पर शुद्ध व्यंग्य कथा लिखल जाहिमे प्रमुख अछि-एकटा चिनमा खेलियै रौ भैया, भैरव, अभिनन्दन, भये प्रकट कृपाला, दीन दयाला, कौशल्या हितकारी, जिंजीर, हर्रे लागय ने फिटकरी तथा आधार आदि। जकर कोनो संकलन अद्यावधि प्रकाशित नहि भ' सकल।

*पहिने हास्य व्यंग्यक कथा मैथिलीमे बहुते लिखाइत छल। एहि प्रसंग मे हरिमोहन बाबू सदति मोन पड़ि जाइत छथि। अहूँ खूबे हास्य-व्यंग्यक कथा लिखने छी। आइ-काल्हि हास्य-व्यंग्यक कथा कहूँ तँ नहिये लिखाइत अछि, कियै? की आइ जिनगी एत्तेक सोझ, सरल आ सुन्दर भ' गेल अछि कि ओकरा पर हँसल आ व्यंग्य नहि कयल जा सकैछ? अथवा ई आजुक मैथिली कथाकारक सीमा अछि? की कहय चाहब अहाँ?*

हास्य-व्यंग्य लेखन अपेक्षाकृत कठिन शिल्प विधान थिक। ई दृष्टि विशेष पर निर्भर अछि आ तैं आधुनिक विभिन्न भारतीय भाषामे हास्य-व्यंग्य लेखन सीमितो अछि, सानुपातिको अछि। अपितु मैथिलीमे किछु अधिके लिखल गेल। गद्यमे हरिमोहन बाबूसँ रूपकान्त ठाकुर धरि आ पद्यमे कवीश्वर चन्द-सीताराम झासँ श्री अमरजी-श्री भीमनाथ झा धरि ई विकास परम्परा सहजहि देखल जा सकैछ। निश्चित रूपसँ मैथिलीमे व्यंग्य लेखनक अभाव नहि अछि।

*अहाँ अपन कथा गुरू शरतचन्द्रकेँ मानैत छियनि। शरतचन्द्रीय भावुकताक शिकार अहूँक कथा सभ भेल अछि। मुदा आजुक जिनगीमे शरतचन्द्रीय भावुकताक प्रासंगिकता क्षीण भ' रहल अछि। तखन अहाँ अपन कथाक कत्तेक प्रासंगिकता बुझैत छी?*

कोनो पूर्ववर्त्ती कथाकारक प्रशंसक होयब अथवा कथागुरु मानब तथा प्रभाव ग्रहण सर्वथा भिन्न बात थिक। हमर कथा साहित्य पर शरत प्रभावक विश्लेषण समीक्षक केर कार्य थिक, हमर नहि। किन्तु शरतचन्द्रमे मात्र भावुकता ताकब निश्चय दृष्टि दोष थिक। डॉ. धर्मवीर भारती ओहिना शरत बाबू ओ के. एम. मुंशीकेँ विश्व पंक्तिक लेखक नहि मानैत छथि। स्मरणीय अछि जे दूइ भिन्न युगीन साहित्यकारमे किछु शिल्पगत साम्य संभव अछि किन्तु वैचारिकतामे समानता असंभव अछि। एकटा गप्प आरो अछि, जीवन समग्रताक नाम थिक। ओ एकांगी नहि होइत अछि। आ साहित्यमे जीवनक अभिव्यक्ति होइत अछि। आ एहि दृष्टियें जखन हमर कथा कालरेत, हँसीक बजट, गाड़ीक पहिया, टूटैत कीलक जाँत, आगि मोम आ पाथर, रंग उड़ल मुरूत तथा धंधा आदि पढ़ब, गंभीरतासँ पढ़ब तँ सभटा स्पष्ट भ' जायत। अखन हम अपनहिसँ अपन कथाक प्रसंग विशेष की कहू?



*अहाँक कथा सभ पढ़ैत काल बुझाइत अछि जे ई कथा सभ खाइत-पीबैत सुखी लोकक कथा थिक। भूखल-दुखल, नांगट-उघाड़ आ दलित पीड़ित लोकक कथा नहि। एहि मादे की कहय चाहब अहाँ?*

एहि प्रश्नक उत्तर, आशा करैत छी उपरोक्त कथा सभकेँ पुनः पढ़ला पर अवश्ये भेटि जायत।

*'टूटैत कीलक जांत' कथा पढ़ैत काल हमरा कथाक अंतमे नायिका आ ओकर छोट बहिनक बीच स्त्री-समलैंगिकताक अस्पष्ट संकेत बुझना गेल। की जहिया अहाँ ई कथा लिखने रही, मोनमे स्त्री-समलैंगिकताक विचार छल?*

'टूटैत कीलक जांत' के विषय पारिवारिक विपन्नता विशेषतः एहि विपन्नताक कारणे दाम्पत्य जीवनक विवशता-चित्रण थिक। लेखन कालमे स्त्री समलैंगिकताक अभिव्यक्ति अभिप्रेत नहि रहल होयत। अभिप्रेत छल सहोदरक स्नेहातुरताक अभिव्यक्ति। तखन समीक्षकक दृष्टिक विलक्षणताक प्रसंग लेखक की कहि सकैछ!

*अहाँक कथामे स्त्री-चरित्रक रूप वर्णन अनेक ठाम भेल अछि। आ सभ ठाम प्रायः स्त्री रूपसँ सुन्नरिये अछि। चेहरा-मोहरासँ कुरूप नहि, सामान्यो नहि। तकर कोनो विशेष कारण?*

कोनो कथामे कथानकक प्रयोजने रूप-वर्णन होइत अछि। प्रायः हमरा ओहन कथाक लेखनक अवसर नहि भेटल जाहिमे नारीमनक सौन्दर्य नहि देखिकेँ मात्र दैहिक कुरूपताक वर्णन प्रयोजन हो। तथापि एतबा निश्चित जे सौन्दर्य दृष्टि-रूप केर विषय थिक।

*अहाँक व्यक्तित्त्वमे जे सौम्यता अछि से कथा सभमे अभिव्यक्त भेल अछि। अहाँ मंचीय जीवनसँ सेहो जुड़ल रहलहुँ। मंचीय जीवनक लयबद्धता तँ अहाँक भाषामे अछि, मुदा अहाँक कथामे सांगीतिकता आ सांस्कृतिकता क अभाव अछि-से कियैक?*

हमर व्यक्तित्त्व सौम्य अछि, से हमरा ज्ञात नहि छल, धन्यवाद। किन्तु विनय ओ शील रहय, तकर चेष्टा तँ रहितहि अछि। जँ अहाँक कथन सत्य जे हमर कथाक भाषामे लयबद्धता रहैत अछि तखन तँ संगीतात्मकता सेहो

अवश्ये रहक चाही। कारण स्वयं संगीतक जन्म लयसँ ओ तालसँ होइत अछि। अहाँ समीक्षक छी। कोनो कृतिमे किछु ताकि लेबामे समर्थ छी, स्वाधीन छी।

*मैथिली आलोचनाक केहन रूख रहल अछि कथा साहित्यक मादे? की अहाँ एकटा कथाकारक हैसियतसँ मैथिली आलोचनासँ संतुष्ट छी?*

रचनात्मक साहित्यक अनुगामी थिक आलोचना साहित्य। दुनूक विकास परस्पर सम्बद्ध अछि। कहबाक प्रयोजन नहि जे आधुनिक मैथिली आलोचनाक विकास किछु विलम्बसँ अवश्य भेल किन्तु सम्प्रति अनुपात असंतोषजनक नहि अछि। विशेषत: सन् 1960 ई. क पश्चात। सब साहित्यमे काव्य पर आलोचना अपेक्षाकृत अधिक होइत अछि। मुदा कथा साहित्य पर जतबा आलोचना भेल अछि संतोषप्रद अछि। मिथिला-मिहिरक पश्चात नियमित पत्रे-पत्रिका कहाँ रहल जे आलोचनाक विकास होयत?

*कथा मे अन्तर्वस्तु (कथ्य) महत्त्वपूर्ण होइत छैक अथवा शिल्प? दुनू मे सँ ककरा बेसी महत्त्वपूर्ण मानैत छी अहाँ?*

कहबाक प्रयोजन नहि जे कोनो कथामे कथ्य आ कथन-भंगिमा वा शिल्प दुनू समान रूपसँ महत्त्वपूर्ण होइत अछि जहिना शरीर ओ आत्माक स्थिति अछि। एहि दुनूमे 'दृष्टिक' प्रयोजन अछि जे दुनूकेँ सूक्ष्मता दैत अछि जाहिसँ कोनो कला श्रेष्ठ बनैत अछि। आ श्रेष्ठ कलाकृति निश्चित रूपसँ प्रतिभा, अध्ययन, ओ अभ्यास पर आश्रित अछि।

*जखन बाबरी मस्जिद ढाहल गेल छल तँ हिन्दी आ किछु, आनो भाषाक रचनाकार एकर प्रतिवादमे सड़क पर उतरल छलाह। महाश्वेता देवी साहित्य आ सड़क दुनू मोर्चा पर आदिवासी लोकक लेल संघर्ष करैत रहलीह अछि। मैथिली रचनाकारमे प्राय: एहन प्रवृत्ति नहिये भेटाइत अछि। खाहे कोनो तरहक राजनैतिक, सामाजिक वा आर्थिक मुद्दा हुअय मैथिली रचनाकार प्राय: घरे मे घुसकल रहलाह अछि। कियैक एक्कोटा महाश्वेता देवी मैथिली साहित्यमे आइ धरि नहि अभरल अछि?*

देखू, भारतीय समाज आदिकालसँ सह अस्तित्व ओ सहिष्णुताक समाज थिक। ई उत्पाती जाति कहियो नहि रहल। हाल-हालधरि भारतीय मिश्रित समाजमे सौहार्द रहल अछि जकरा तोड़वाक प्रयास राजनीतिक लोक



कयलक जे सकारण छल। किछु इतिहासकार एहिमे बसाते देलनि। स्थिति भयावह भेल। किन्तु एहि प्रसंगकेँ शान्त करबासँ अधिक भड़काओल गेल अछि। बाबरी मस्जिदक यैह स्थिति अछि। एहि स्थितिक परिणाम जाहि क्षेत्रमे जेहन भेल ताहि क्षेत्रमे तेहन साहित्यक रचना भेल। किन्तु एतवा निश्चित जे एहन साहित्य ने गम्भीर भेल आने कालजयी। एहन साहित्य 'नारा'. पर लीखल गेल सामान्य साहित्य थिक। मैथिलीमे नारा पर साहित्य नहि लीखल गेल एकर अर्थ ई नहि जे सामाजिक सौहार्दक प्रयास नहि हो। आ से भेल अछि। विद्यापति स्वयं तेहन राजाक प्रशंसा कयने छथि। विद्यापतिये कालसँ मिथिलाक राष्ट्रीय भावना देखल जा सकैछ। आधुनिक कालमे मिथिलाक चम्पारणेसँ महात्मा गाँधी अपन अभियान प्रारंभ कयने छलाह। मिथिलांचल सभ दिन राष्ट्रीय भावनासँ ओतप्रोत रहल। कहियो मुडी नहि छिपलक। आ ताहि प्रसंगक गंभीर साहित्य सेहो प्राप्त अछि।

महाश्वेता देवी बंगलामे गम्भीर ओ श्रेष्ठ साहित्यक रचना कयने छथि। ओ आदिवासी जीवनक अभाव ओ दैन्य निकटसँ देखने छथि आ तैं एहि प्रसंगक साहित्योक रचना कयलनि अछि। मुदा जखन मात्र एहि प्रसंगक साहित्य लेखनटा सँ संतोष नहि भेलनि तँ सड़क पर सेहो उतरलीह जे हुनक वैचारिक प्रतिबद्धता प्रति हार्दिक आस्थाक द्योतक थिक। वस्तुत: प्रत्येक लेखकमे अपन वैचारिकताक प्रति प्रतिबद्धताक आग्रह रहैत अछि जकरा ओ अपन लेखनमे व्यक्त करैत चलैत अछि। मैथिलीक लेखककेँ आदिवासी जीवनकेँ निकटसँ देखबाक अवसर भने नहि भेटल हो किन्तु मिथिला जीवनमे जे अभाव ओ संघर्ष अछि तकरा तँ ओ व्यक्त करिते रहलाह अछि। जकर परम्परा कवीश्वर चन्देसँ प्रारंभ भ' जाइत अछि। मैथिलीक अधिकांश लेखक अपन अपन आजीविकासँ जुड़ल रहि लेखन कयलनि तै ओ सड़क पर नहि उतरि सकलाह आ जे स्वाधीन छलाह ओ तँ सड़क पर उतरले छलाह, यथा-यात्री जी। तैं मैथिली लेखकक प्रति एहि प्रकारक दोषारोपण निराधार थिक।

*नव पीढ़ीक रचनाकार लेल अपने किछु कहय चाहब?*

समकालीन नवीन मैथिली कथाकारकेँ अधिक अध्ययन अधिक अभ्यास ओ अधिक श्रमक प्रयोजन अछि। प्रतिभाक अभाव मे तँ एहि क्षेत्र मे टिकबे कठिन अछि तथापि ओकरो विकास कयल जा सकैछ।

*अंतिम प्रश्न, मैथिली महासंघक माध्यमे अपने मैथिलीक विकास लेल आन्दोलन कयल मुदा ओ आन्दोलन कोन-कोन कारणें सफल नहि भ' सकल?*

देखू, मैथिली महासंघक स्थापना हम 1983 ई. मे कयने छलहुँ जखन हमर मंच जीवनक उत्तर मध्यान्हकाल छल। 1958 ई. सँ मैथिली जगतक प्राय: समस्त विद्यापति-पर्व समारोही मंच पर जाय लागल छलहुँ जत' मंच संचालन ओ कविता पाठक संगहि मैथिली-आंदोलन ओ मैथिली जगतक गतिविधि पर भाषणक अवसर भेटैत छल जकर मूल बिन्दु छल संविधान मे मैथिलीक स्थान ओ साहित्य अकादमीमे मैथिलीक प्रवेश तथा लोक सेवा आयोगमे मैथिलीक स्वीकृति। दरभंगामे सेठ गोविन्द दासक सुझावक अनुकूल संविधानसँ पूर्व साहित्य अकादमीमे मैथिली प्रवेश पर जोर देबाक रणनीति बनल। एहि प्रसंग 1963 ई. मे पं. जवाहर लाल नेहरूक समक्ष मैथिली पुस्तक प्रदर्शनी लागल जाहिमे नवीन काव्य पाठक निमंत्रण डॉ. जयकान्त मिश्रक दिससँ भेटल। पं. नेहरू प्रसन्न भेलाह, अकादमी मे मैथिलीक प्रवेश भेल। आब भाषणक बिन्दु भेल संविधान, लोक सेवा आयोग, शिक्षा, जन-जागरण ओ जन-संगठन आदि। एहि प्रसंग विभिन्न बिन्दु पर विभिन्न समयमे पोस्टकार्ड अभियान सेहो चलाओल गेल अथवा डॉ. जयकान्त मिश्रक चलाओल विभिन्न योजनामे सक्रिय रहलहुँ। एहि जन-संगठन ओ संयुक्त प्रयासक लेल मैथिली महासंघक स्थापना कयल जकर प्रयास एहिसँ पूर्वो बाबू साहेब चौधरी कलकत्तामे तथा श्री भोगेन्द्र बाबू दिल्लीमे कयने छलाह जे स्थगित भ' गेल छल। कतिपय कारणे पटनोक मैथिली महासंघक वैह नियति भेल। 1978-80 ई. सँ प्राचीन इतिहास-अध्ययन ओ लेखन दिस उन्मुख भ' गेल छलहुँ। तथापि समयाभाव रहितहुँ मैथिली आन्दोलनमे 1951 ई. सँ सक्रिय रहबाक कारणे मोन नहि मानय। आ तैं 1988 ई. मे साहित्य अकादमीक पुरस्कारक किछु पाइ लगाक' किछु बुलेटिन बहार करैत कटिहारसँ जयनगर धरिक यात्रा कयल ओ सन् 89 ई. मे लगभग चारि हजार मैथिली भाषी छात्रकेँ जमा कयल जे अतिप्रभावशाली ढंगसँ पटनामे प्रदर्शन कयलक तथा एक सवा घंटा धरि मैथिली आन्दोलनक इतिहासमे पहिल बेर हंगामादार ढंगे डांक बंगला



चौककेँ जाम कयलक। जकर तात्कालिक परिणाम ई भेल जे मैट्रिकसँ मैथिलीक निष्कासनक जे सरकारी दुष्चक्र चलि रहल छल से रूकि गेल तथा 'प्लस टू' मे जे मैथिली शिक्षकक नियुक्ति नहि भ' रहल छल से भ' गेल। एहि आन्दोलनमे ओहोलोकनि सक्रिय रूपें संलग्न रहल छलाह, विशेषत: पटना मे।

एहि प्रकारें आदरणीय किरणजी, सुमनजी, डॉ. जयकान्त मिश्र, श्री अमरजी, किसुनजी, बाबू साहेब चौधरी ओ श्री भोगेन्द्र बाबू आदि लोकनिक द्वारा समय-समय पर चलाओल गेल मैथिली आन्दोलनक क्रम मे यत्किंचित प्रयास क' अवश्ये हमरहु किछु संतोष भेल। मुदा पूर्ण संतोष ओहि दिन होयत जाहि दिन मिथिलांचलक समस्त मैथिलभाषी मैथिलीकेँ अपन मातृभाषा मानि बंगलादेशे जकाँ एकजुटता देखबैत संविधानमे प्रवेशक लेल कठिन संघर्ष करत ओ तकर फल प्राप्ति करत तथा बिहारमे मैथिलीक छीनल गेल अधिकारक वापसी होयत एवं लोक अपन संस्कृति केँ अपन अस्तित्वक मूल मानबा पर गर्वक अनुभव करत। अस्तु।

बहुत-बहुत धन्यवाद ओ आशीष जे अहाँ अयलहुँ आ किछु गप्प क' क' प्रसन्नता भेल। अहाँक लेखनक प्रति अनेक शुभकामना अछि।

(सन्धान-4, जुलाई, 2000)

卐

# आधुनिकता एकटा सकारात्मक आ धनात्मक मूल्य अछि

[ समकालीन मैथिली कथा लेखनमे राजमोहन झा एक आधुनिक कथाकार छथि। मैथिली कथा साहित्यमे राजमोहन झाक अपन खास रंग, स्वर आ भंगिमा छनि। गंभीरता हुनक कथाकार व्यक्तित्वक प्रमुख तत्व। व्यक्ति स्वतंत्रतामे आस्था रखनिहार राजमोहन झाकें मनोलोकक गुम्फन कयनिहार कथाकार मानल जाइत अछि। बदलैत लोकक आ बदलैत समयक कथा कहनिहारमे राजमोहन झा बेजोड़ छथि। परिवर्त्तन हुनकर कथा रचनाक मुख्य स्वर लगैत अछि। परिवर्त्तनक चलैत पहिया, बदलैत दृश्यकें राजमोहन झा मनुक्खक मोनक भीतर पैसिक' देखि लैत छथि। ओकर फोटो घीचि लैत छथि। तें बदलैत लोक अपनाकें 'एक्सपोज' हेबासँ बचेबाक चेष्टा कइयो कय राजमोहन झाक कैमराक रेंजमे आबिये जाइत अछि। मोनमे प्रवेशक एहन सामर्थ्य विरले रचनाकारके प्राप्त होइत छैक।

हेबनिमे हुनक पाँचम कथा संग्रह आयल अछि 'अनुलग्न'। अनुलग्न के पढ़ैत आ राजमोहन झाक कथा यात्राक संग जीवन यात्राके गुनैत हुनका सँ संवाद करबाक आकांक्षा होयब स्वाभाविक। सन्धानक प्रकाशन आ सम्पादन सेहो तत्काल ई अवसर प्रदान क' देलक। सन्धानक पहिल अंक मे कथाकार राजमोहन झा के आर अधिक चिन्हबाक-बुझबाक अवसर पाठक के भेटतनि से विश्वास अछि। ]

*भाइ साहेब, अहाँ मैथिलीक श्रेष्ठ कथाकार छी। लोकप्रिय सेहो। जेना मोन अछि अहाँक पहिल कथा जे हमर पाठक मोन के आकर्षित कने रहय से छल-एकटा तेसर। बाद मे ओहि नामसँ संग्रह सेहो आयल। हम अहाँक सभ संग्रह देखने छी। लगभग सभ कथो पढ़ि गेल छी। अहाँक परवर्ती जीवनके नजदीकसँ देखबाक सुअवसर सेहो सौभाग्यसँ प्राप्त अछि। अहाँक कथाकार आ अहाँक व्यक्ति दूनूके मिला क' देखैत छी त' हमर पाठक, अनुज कथाकार मोन ममत्व, रहस्य आ कचोटसँ भरि जाइये। एकटा टीस दैत अछि। संगहि अहाँके आर बुझबाक, अहाँके आर पढ़बाक पियास सेहो बढ़बैये। जेना कहलहुँ सम्पूर्णतामे रहस्यमय सन लगैये सभटा। भाइसाहेब, कियैक एतेक रहस्यमय लगैत छी अहाँ?*

हे यौ अशोकजी! आइसँ किछु वर्ष पूर्व केदारक एकटा पत्र भेटल छल। ओहिमे ओ पटनामे बिताओल अपन छात्र जीवनक काल-खंडक स्मरण करैत लिखने छलाह जे ओहि समय रानीघाट स्थित हमर डेरा पर ओ आबथि तँ सदैव हुनका एकटा रहस्यमयताक अनुभूति होइनि, जकरा ओ बूझि नहि पाबथि। अहाँक ई प्रश्न हमरा से बात मन पाड़ि देलक अछि। अशोक जी, किएक एतेक रहस्यमय लगैत छी हम अहाँके वा आन ककरो, से तँ अहीं अथवा ओ आन केओ कहि सकैत छथि। हम कोना कहू?

मुदा हमरा सोचबाक चाही जे हम किए रहस्यमय लगैत छिऐ ककरो? एहन कोनो बात, सत्य पूछी तँ अपनामे हम नहि पबैत छी जे हमरा एहि विशिष्टतासँ मंडित करय। हमर जीवन तँ हम बुझैत छी, बहुत-किछु खुजल किताब सन रहल अछि। ममत्व आ कंचोट जकर जिक्र अहाँक प्रश्नमे आयल अछि, से जत' सँ हमरा प्रायः सभसँ बेसी भेटबाक चाहैत छल, से सभसँ कम भेटल। तें अहाँ सभसँ ई भेटैत अछि तँ बहुत नीक लगैत अछि, बहुत-बहुत नीक लगैत अछि। रहस्यमय प्रायः एहि कारणें हम ककरो लगैत होयबैक जे अपन व्यक्तिगत दुःख वा पीड़ा के ककरो आगाँ व्यक्त करबाक कोनो प्रयोजन वा सार्थकता हम नहि बुझैत अयलहुँ अछि। अपन दुख आ पीड़ाकें अहाँके अपने सहबाक अछि। एहि लेल ककरो दोषो देनाइ व्यर्थ थिक। अहाँके जे भेटल अछि, से तकरे योग्य अहाँ छीहे प्रायः। ई बात अहाँमे सन्तोष उत्पन्न करैत अछि, आ अहाँके आगाँ बढ़बाक लेल सम्बल

प्रदान करैत अछि। नहि तँ लोक तँ तखनहि टुटि जाइत। अहाँ सभक ई ममत्व, कचोट आ रहस्यमयताक भावे हमरा जियाक' रखने अछि, अशोक जी। ई जँ नहि रहैत, तँ हम सोचि नहि सकैत छी जे हम कोना रहितहुँ। एकटा सामान्य सुखी पारिवारिक जीवन बितयबाक अवसर भेल रहैत, तँ ई रहस्यमयताक कोनो बात नहि अछि। हम रहस्यमय नहि लागी अशोक जी अहाँके, अथवा आन किनको से बात अहाँ सभसँ हमरा दूर क' देत। आ से हम नहि चाहैत छी।

*अहाँक पहिल कथा संग्रह 'एक आदि एक अन्त' जे 1965 मे छपल छल, मे संग्रहीत पहिल कथा 'ज्वार भाटा' मे जीवनक प्रति ममत्वपूर्ण आकर्षणक चित्रण अछि त' चारिम कथा संग्रह 'आइ काल्हि परसू' जे 1993 मे आएल मे घरक प्रति (घर कथा मे) ममत्व अंकित कयल गेलय। जीवन आ घरक बाद ममत्वक परिधिमे आर ककरा-कथी के राख' चाहब अहाँ?*

घरक प्रति ममत्व पूरा नहि बहरायल अछि। हम एक बेर सोचने रही जे 'घर' शीर्षकसँ दसटा कथा लिखी-घरक भिन्न-भिन्न आयाम आ अर्थकेँ केन्द्र बनबैत। से जँ कहियो भेल, तँ 'घर' शीर्षकसँ एकटा पोथिए निकालब। कथाक शीर्षक रहतैक 'घर-1', 'घर-2'।

आ जीवनक प्रति ममत्वक तँ कोनो अन्त नहि छैक। जीवने तँ अपना मे सभ किछुकें समेटने अछि। जीवन नहि रहौक, तँ सभ किछु निस्सार नहि भ' जाइत छैक?

जीवन आ घरक बाद हमरा सम्बन्ध महत्वपूर्ण लगैत अछि। ओना ई तीनू एक दोसरासँ घनिष्ठ रूपें गुम्फित अछि। सम्बन्धकें-सम्बन्धक प्रति ममत्व वा ओकर महत्वकें केन्द्रमे राखि लिख' चाहब। मुदा कतेक की भ' सकैत अछि, कोना कहू? हम जँ जीवकान्तजी रहितहुँ, तँ सोचलाहा सभटा प्रायः लिखल भ' जाइत। जीवनक प्रति ममत्वोक एकटा ई पैघ कारण अछि। रिटायरमेंटक बाद ई चिन्ता बेसी रह' लागल अछि, अशोक जी, जे कतबा की और हम लिखि सकब।

*की जीवनक प्रति आकर्षण अथवा आसक्तिक क्षरण अनुभव करैत छी? अथवा की एखनो आइयो अहाँक कथाकार पुनः 'ज्वारभाटा' लिख' चाहत?*



नहि अशोक जी, एकदम नहि करैत छी। बल्कि जेना कहलहुँ जीवनक प्रति आसक्ति बेसिये अनुभव कर' लागल छी। आकर्षण आ आसक्तिक क्षरण तँ लेखक लेल आत्मघाती डेग होयतैक। समाजोक लेल ई बड़ पैघ क्षति। लेखक संन्यासी भ' क' ने अपन उपकार करैत अछि ने समाजक, तकर दृष्टान्त अपनो साहित्यमे अछिए।

प्रश्नक अन्तिम अंशक उत्तर देबाक काज?

*अपन लोकक प्रति जे ममत्व, स्नेह, अनुराग रहै छै। ओकरा लेल किछु करबाक सेहन्ता रहै छै। अर्थ ओकरा कोना चोरीचोंत करैये से कथा खूब कहलियै अहाँ। बदलैत समयक आ बदलैत मनुक्खक कथा कहैत, राग-अनुराग के गायब होइत देखैत कहुखन के अहाँसन मनोलोकक गुम्फन कयनिहार सेहो लगैये अवाक् रहि जाइये। 'अप्पन लोक' सँ 'खोज' धरिक सन्दर्भ हम ल' रहल छी। किए? कियेक होइ छैना एना? की परिवर्त्तनक गति के अहूँसन कथाकार नहि पकड़ि पाबि रहल अछि?*

पकड़ि पाबि रहल अछि कि नहि पकड़ि पाबि रहल अछि से तँ अहीं कहब, अशोक जी। तखन ई बात जरूर छैक जे परिवर्त्तन जेना जाहि तरहें भेलैक अछि आ भ' रहलैक अछि, से लोककेँ अवाक् कर'वला छैक। कथाकारो कें। सत्य पूछी तँ कथाकार अवाक् भ' क' आ लोक के अवाक् क' क' परिवर्त्तनक एहि क्षिप्र गतिए दिस इंगित करैत छैक। परिवर्त्तन आ परिवर्त्तित स्थितिकेँ राखि के हम बुझैत छी, कथाकारक काज पूरा भ' जाइत छैक। परिवर्त्तनक तहमे जा ओकर कारण सभकेँ ताकब हमरा लगैत अछि, कथाकार लेल जरूरी नहि छैक। ई काज समाजशास्त्रीक छैक। ओना अवाक् भ' कथाकार पाठककेँ कारण पर सोचबाक लेल अग्रसर तँ कैए दैत छैक। बहुत ठाम विश्लेषित क' क' कारणो देखा दैत छैक। लेकिन हमरा लगैत अछि, से सभठाम जरूरी नहि होइत छैक। 'अप्पन लोक' आ 'खोज' क संग अपन सूचीमे अहाँ 'चलह' (अनुलग्न) केँ सेहो जोड़ि सकैत छलहुँ, अशोक जी।

*ई समयक परिवर्त्तनक गति आ मोनक गतिमे कोन अहाँके अपना बेसी भीजल बुझाइये? ककरा पकड़बामे बेसी सुविधा होइये अपन कथा रचबाकाल?*

बदलैत समय आ बदलैत मन सत्य पूछी तँ एके वस्तुक दूटा पहलू अछि। दुनूमे अन्योनाश्रय सम्बन्ध छैक। समयक संग मन बदलैत छैक आ मने समयो मे परिवर्त्तन अनैत छैक। दुनूक गति फराक-फराक नहि भ' एके संग चलैत छैक। तखन ई छैक जे मन जकाँ चंचल कोनो वस्तु नहि। तैं एकर गतिकें पकड़नाइ, एकरा संग चलनाइ कठिन काज होइत छैक। समयक परिवर्त्तनक गति एकटा स्थिरता लेने होइत छैक। तैं एकरा ठहरि क' पकड़ल जा सकैत अछि, बिलमि क' एकरामे पैसल जा सकैत अछि।

भ' सकैत अछि, अशोक जी, जे हमर पहिलुक बात आ एहिमे अहाँके विरोधाभास बुझाय। मुदा दुनू बात अपना-अपना जगह सही छैक। प्रभावक दृष्टिसँ हम कहलहुँ जे समयक परिवर्त्तन आ मनक परिवर्त्तन एके संग चलैत छैक। मुदा दुनूक प्रक्रियामे अन्तर छैक। मनक गति जँ द्रुत लयमे चलैत छैक, तँ समयक गति विलम्बित लयमे।

स्वभावतः समयक परिवर्त्तनक गतिकें पकड़ब बेसी सुविधाजनक होयतैक, कारण जे एत' अहाँके पलखति भेटैत अछि। मनक गतिक संग जुमनाइ कने बेसी कठिनाह जरूर होइत छैक। ओना भीजब दुनूमे हमरा लेल आवश्यक होइत अछि। मनक गतिक संग चलनाइ एकटा बेसी दुष्कर काज जरूर बुझाइत अछि। मुदा हमरा कोनो हड़बड़ी नहि रहैत अछि। तैं मन एहूमे लगैत अछि। सुविधाक बात पूछब तँ समयक परिवर्त्तनक गति अवश्य पहिने आओत।

*बदलैत मोन आ बदलैत समय दूनूक चित्रण अहाँक कथामे नीक जकाँ भेल अछि। मोटामोटी 'परिवर्त्तन' अहाँक मुख्य स्वर लगैये हमरा। एहि अर्थमे अहाँ आधुनिक कथाकार छी। बदलैत लोकक संग अहाँ कतेक बदलल छी? कतेक आधुनिक बनि सकलहुँ?*

हे यौ, अशोक जी, जाहि प्रश्नक उत्तर अहाँके देबाक चाही, से अहाँ हमरासँ पूछि रहल छी। हम कतेक आधुनिक छी से तँ अहाँ ने कहब? ओना हम बुझैत छी जे दकियानूस अथवा पारम्परिक होयबासँ हम सदा परहेज करैत रहलहुँ अछि। अनुभवक संग हमर कतोक धारणा आ विचारमे परिवर्त्तन आयल अछि। तें बदलैत परिवेशक संग हम अवश्य बदलल छी। मुदा एकर ई अर्थ नहि जे अवमूल्यनक एहि युगमे हम अपन शाश्वत मूल्यक मौलिक वस्तुकें बिसरि गेल होइ अथवा ओकरा तिलाञ्जलि द' देने



होइ। किछु अर्थमे हम पुरना परम्पराक एखनो पोषक छी। परम्परामे सभ किछु त्याज्ये नहि होइत छैक। परम्परामे जे वस्तु रूढ़ि भ' जाइत छैक, तकरा छोड़बाक चाही, परन्तु जे वस्तु शाश्वत मूल्यक होइत अछि, तकरा तँ जोगाक' रखबाक चाहबे करी। यैह तँ अहाँक सांस्कृतिक पहिचान बनैत अछि।

तें बदलैत लोकक संग हम कतेक बदललहुँ अछि से कहब कठिन बुझाइत अछि। किछु अर्थमे हम जरूर अपनाकें बदललहुँ अछि। अनुभवक संग लोक अपनाकें बदलैते अछि। मुदा जहाँ तक सिद्धान्त वा नैतिकताक प्रश्न अछि, हम अपनाकें बदलि सकबामे असमर्थ भेल छी। समर्थ होयब चाहितो नहि छी। आब जे छै से छै। और की?

एतेक कहलाक बादो हम कतेक आधुनिक छी, से प्रायः अहाँके नहि कहि सकलहुँ। कहियो नहि सकैत छी।

परम्परामे जे रूढ़ि छैक, ताहिमे हम विश्वास नहि रखैत छी, आ परम्परामे जे शाश्वत मूल्य छै, ताहिमे आस्था रखैत छी। आब अहीं बुझू जे हम कतेक आधुनिक छी, कतेक नहि।

*अपन अनेक कथामे खास क' कय 'आइ कालिहक परसू' मे संग्रहीत कथा सभमे अपराधी, अनैतिक बनैत मनुक्खक खिस्सा अहाँ कहलहुँ अछि। लगभग सभ पात्र-पढ़ल-लिखल सभ्य समाजक अछि। 'बुधियारी' कथामे त' तथाकथित वामपंथी बुद्धिजीवीक अनैतिकता, अपराधीपन विन्यस्तसँ उघार भेलय। की अनैतिकता आ अपराधीपन आधुनिकताक प्रमुख तत्व मानैत छी अहाँ? आधुनिक माने अनैतिक त' ने अछि?*

नइँ अशोक जी, से नइँ अछि। आधुनिक माने अनैतिक नइँ। अपराध आ अनैतिकता– ई तँ एकटा युगधर्मजकाँ कहि सकैत छिऐ अहाँ। ई कोनो सकारात्मक वस्तु नहि छिऐ। आधुनिकता एकटा सकारात्मक वस्तु छिऐ ई एकटा मूल्य छिऐ? अपराध आ अनैतिकताकें अधिकसँ अधिक अहाँ लक्षण मानि सकैत छी-युगक लक्षण। आधुनिकताक लक्षण नहि। एहि सभ वाह्य आ तात्कालिक प्रभावसँ आधुनिकताक अवधारणा कोनो तरहें प्रभावित नहि होइत अछि, हमरा जनैत। आधुनिकता एकटा सकारात्मक आ धनात्मक मूल्य अछि, जकरा ई सभ विकृति बदरंग नहि क' सकैत छै। आधुनिकता

एकटा स्वच्छ वस्तु थिक, जाहिमे एहि अपराध, हिंसा आ अनैतिकताक दाग नहि लगबाक चाही। से जँ होइ, तँ आधुनिक भेनाइ तँ एकटा गारि भ' जयतैक। कतहु अहूँ हमरा आधुनिक मानलहुँ अछि। से एहि अर्थ मे तँ नहि?

*अपन कथा 'केंचुआ' (झूठ-साँच) मे अहाँ कहैत छी 'मनुखक सामाजिक विकास जाहि गति सँ भ' रहल छैक, ताहि लेल मिनट-मिनट पर केंचुआ बदल' पड़तैक। खोज (आइ-कल्हि परसू) मे अहाँ कहलियै 'ठीक छै परिवर्त्तन होइ छै, समयक अनुसार सभकिछु बदलै छै। मुदा तकर ई अर्थ थोड़बे होइ छै जे लोक एकदमसँ अपन व्यक्तित्व उतारि फेकय? एक दिस अहाँ व्यक्तित्व के उतारि कय नहि फेकबाक लेल कहैत छी, दोसर दिस सामाजिक विकासक संग मिनट-मिनट पर केंचुआ बदलबाक अनिवार्यता सेहो मानैत छी। की केंचुआ आ व्यक्तित्व एक्के थिक? जँ दूनू एक्के तँ अहाँ अपन दूनू कथनमे कोना संगति बैसायब? यदि दूनू एक नहि त' की केंचुआ बदललासँ व्यक्तित्व नष्ट नहि हेतैक? अथवा ओहि पर कोनो प्रभाव नहि पड़तैक?*

'केंचुआ' मे जे बात कहल गेल छैक, अशोक जी, तकरा स्थापनाक रूपमे नहि लेल जयबाक चाही। ओकरा व्यंगात्मक ध्वनिक रूपमे ग्रहण करब बेसी ठीक होयत, हमरा हिसाबें। केंचुआ व्यक्तित्व नहि अछि। ओ तँ व्यक्तित्वक उपर खोल अछि, मुखौटा अछि। आ' ई जत' अछि, तत' व्यक्तित्वे सैह भ' जाइत अछि। माने, अहाँक असली व्यक्तित्व तिरोहित भ' जाइत अछि आ मुखौटा वा खोल वला' व्यक्तित्व आगाँ आबि जाइत अछि आ वैह व्यक्ति समाजक सोंझां स्वीकृत भ' जाइत अछि। केंचुआ बदललासँ असली व्यक्तित्व त' नष्ट होइतहि अछि ओहि पर आवरण पड़ितहि अछि, जाहिसँ लोक भ्रमित होइत अछि।

*एहीसँ एकटा प्रश्न हमर मोन मे आर उपजैये। की मनुक्खके बेर-बेर केंचुआ बदलबासँ छुटकारा दियबाक लेल मनुक्खक सामाजिक विकासक गति के अहाँ रोक' चाहब अथवा बदल' चाहब? यदि रोक'-बदल' चाहब त' कोना?*

अशोक जी, ई प्रश्न बड़ कठिन अछि। रोक'-बदल' क अनिवार्यता सामने ठाढ़ अछि। मुदा कोना रोकल-बदलल जाय, से तकर बाट नहि सुझैत



अछि। अनका बदललासँ प्रायः किछु होयबो नहि करतैक। लोक कें स्वयं बदल' पड़तैक। लोक के बदलबामे, ओकरे परिष्कार करबामे साहित्यक भूमिका सदासँ रहलैक अछि। मुदा साहित्यक पाठकक संख्या जे दिनानुदिन घटि रहल छैक, से चिन्ताक विषय अछि। एकरा एकटा विचित्र विडम्बना कहबैक जे विगत किछु वर्षमे जेना-जेना साक्षरता बढ़लैक अछि, तेना-तेना साहित्यक पाठक कम होइत गेलैए। तहिना जेना स्कूल-कालेजक संख्या बढ़ने शिक्षाक स्तर खसैत गेलैए।

*व्यक्तित्वक प्रश्न पर मोन पड़ल सन्धानक एही अंक मे प्रसिद्ध समाजशास्त्री डॉ. हेतुकर झा अपन निबन्धमे कहलनि अछि जे मिथिलामे विद्या आ व्यक्तित्व संस्कृतिक दूटा मूल्य सभ दिनसँ जीवित रहल अछि। एहि सन्दर्भमे ओ अयाची आ व्याधक उदाहरणो देने छथि। की मनुक्खक सामाजिक विकासक एहि गतिमे मैथिल व्यक्तित्व नष्ट भ' रहल अछि अथवा मैथिल अपन व्यक्तित्व उतारि क' फेकि रहला अछि? एहिसँ की अहाँ कोनो खतरा अनुभव करैत छी?*

सांस्कृतिक विघटन ओना तँ सभतरि भेलैक अछि, लोक वैश्विक बेसी होब' लागल अछि, जीवनमे संघर्ष बढ़ि गेलैक अछि आ तें अपन आंचलिक संस्कृतिकेँ बचाक' रखबा दिस लोक ध्यान नहि द' रहल अछि। मुदा हमरा लगैत अछि, आन सांस्कृतिक इकाइ सभ अपनामे जतेक घनगर आ ठोस अछि, ततेक हम मैथिल सभ नहि छी। बंगाली वा पंजाबी देशक कोनो कोनमे रहय, अपन सांस्कृतिक पहिचान बनौने रहैत अछि। हमर मैथिल भाइ सभ की करैत छथि तँ दिल्ली पंजाब जा क' सभसँ पहिने अपन मैथिलत्व उतारिकेँ फेकैत छथि। हम देखने छी जे बहुत प्रवासी मैथिलकेँ अपनाकेँ मैथिल कहबामे लाज होइ छनि। जातीय व्यक्तित्व नष्ट भेने खतरा तँ छैहे। रूढ़िसँ विच्छिन्न होयब एकटा बात होइ छै, परम्परासँ विच्छिन्न होयब दोसर बात होइ छै। रूढ़ि हमरा आगाँ बढ़बासँ रोकैत अछि। मृत अतीतकेँ रूढ़ि कहबै। मुदा अतीतक एकटा जीवन्त तत्व सेहो होइत छैक जे सदा संग चलैत रहैत छैक। यैह परम्परा कहबैत छैक। एकरा छोड़ने व्यक्तित्व नहि बाँचि सकैत छै।

*यदि अहाँ कोनो खतरा अनुभव करैत छी त' अपन कथामे कोना आ कत' एहि खतरा के रेखांकित, उल्लिखित कने छी? यदि नहि कने छी त' की भविष्यमे करबाक निआर अछि?*

आब कत' कोन कथामे ई खतरा आयल अछि, आयल अछि कि नइँ, नइँ मन पड़ैत अछि। बहुधा अपनो कथा हमरा मन नइँ रहैत अछि। नेयारिक' तँ नइँ सोचने छी, सहज-स्वाभाविक रूपसँ कोनो कथामे आबि सकैत अछि।

*भाइ साहेब, एकटा बात पूछै छी। अपना मे कतबा 'मैथिल व्यक्तित्व' अहाँ सुरक्षित-संरक्षित मानैत छी?*

बेसी नहि। हमरा जेना लगैत अछि। ठेठ मैथिलत्वक प्रायः हमरामे अभाव अछि। आब से जेना जे होय। व्यक्तित्व बहुत रास बाह्य आ आन्तरिक घटक सभक प्रभावसँ बनैत छैक। तखन परिवेश आ संस्कारक कारणें मैथिलत्वसँ बहुत दूरो नहि गेल जा सकैत अछि। ओना हम संतुष्ट छी।

*जीवनदर्शन आ व्यक्तित्वक प्रसंग चलि रहल अछि त' स्व. हरिमोहन बाबूक स्मरण होयब स्वाभाविक। ठेंठ मैथिल व्यक्तित्व छलनि हुनकर। की अहाँ हुनकर जेठ बालक होयबाक कारणें हुनकर जीवन दर्शन ओ व्यक्तित्व सँ प्रभावित भेलहुँ। यदि हँ त' कोना? यदि नहि त' कियैक?*

प्रभावित नहि भेलहुँ, से कोना कहि सकैत छी? कोनो व्यक्तित्वक प्रभाव दू प्रकारसँ होइत छैक। एक तँ व्यक्तित्वसँ प्रभावित भ' ओकर किछु बात अहाँ सोझे ग्रहण क' लैत छी। आ किछु बात अहाँमे उन्टा प्रतिक्रिया उत्पन्न करैत अछि। तखन अहाँ विपरीत धर्म ग्रहण क' लैत छी। हम एहि दुनू तरहें प्रभावित भेल छी।

जीवनदर्शन, अशोकजी, एहन वस्तु नहि होइत छैक जे सोझे-सोझ ककरोसँ ल' लेल जाय। ई तँ अपना भीतर विकसित कर' पड़ै छै। प्रभाव किछु अंशमे अवस्से अछि। मुदा अलगावो अछि। से प्रायः स्पष्टे अछि। पीढ़ीक अन्तर सेहो एकटा कारण अछि।



*हरिमोहन बाबू पाखण्ड ओ अंधविश्वासक विरोध हँसैत-हँसबैत व्यंग करैत कयलनि। नीक बातक स्वागत सेहो कयलनि। हुनकर साहित्य ऐतिहासिक अनिवार्यताक अनुरूप अछि। की अहाँ अपनो सम्बन्धमे ई बात कहि सकैत छी?*

हँ, अशोक जी। कोनो युगक साहित्य अपन समय आ इतिहासक अनुरूपे होइत अछि। जँ से नहि होइत अछि, तँ ओ सार्थक साहित्य नहि अछि। ओहि समयक समस्या सभ भिन्न छलैक, एखनुका समस्या सभ किछु और छैक। दूनू समयक साहित्य अपन-अपन ऐतिहासिक अनिवार्यताक अनुरूप अछि।

*मैथिली साहित्यमे अहाँक घरक योगदान अपूर्व आ स्तुत्य अछि। पितामह, पिता, अहाँ स्वयं, अहाँक अनुज प्रो. मनमोहन झा, अहाँक बहिनोइ स्व. शैलेन्द्रमोहन झा मोटा-मोटी सभक प्रसिद्धि गद्ये ल' कय अछि। अहाँक बाबा स्व. जनसीदनजी, अहाँक बाबू स्व. हरिमोहन झा दुनू उपन्यास लिखलनि। की अहाँ कोनो उपन्यास लिखबाक अनिवार्यता अनुभव नहि कलहुँ? यदि नहि कलहुँ त' किये?*

अनिवार्यता तँ नहि अनुभव कयलहुँ, इच्छा जरूर अछि जे उपन्यास लिखी। नाटको लिखबाक इच्छा अछि। ताहि समयमे केन्द्रीय विधा उपन्यासे रहैक। आब तकर स्थान कहानी ल' लेलक अछि। उपन्यास लिखबाक अनिवार्यता तँ भ' सकैत अछि जे नहि अनुभव कयने होइ। आ सत्य पूछी, अशोक जी, तँ उपन्यास लिखब हमरा कठिनो बुझाइत अछि। उपन्यास-लेखन एकटा नैरन्तर्य खोजैत छैक, एकटा दीर्घ-कालिक प्रक्रियाक माँग करैत छैक। से हमरासँ नइँ होइत अछि। तें कहानी लिखब बेसी सुविधा जनक हमरा लेल होइए।

*हरिमोहन बाबू चाहैत छलाह जे बुच्चीदाइ (कन्यादान उपन्यासक मुख्य चरित्र) चुप्प नहि रहथि। हुनकर सदिच्छाक लगभग 60 वर्षक बाद की अहाँ अनुभव करैत छी जे बुच्चीदाइ आइयो चुप्पे छथि, अथवा खुजलीह अछि, बाजि रहलीहे? की हुनकर खुजनाइ आ बजनाइ आइ अहाँके पसिन्न पड़ि रहल अछि?*

**अशोक–** अहाँ घटनाक विस्तारसँ वर्णनकेँ यथार्थक उपस्थापन लेल जरूरी मानैत रहलियैक अछि। साकेतानन्द सेहो बाढ़ि आ बान्ह आ बरखाक घटना सम्बन्धी वर्णन विस्तारसँ केलनि अछि। तखन हुनक वर्णनसँ यथार्थ कोना नहि उपस्थापित होइत अछि?

**मोहन भारद्वाज–** घटनाक यथार्थ उपस्थापन लेल विस्तारमे जायब आवश्यक होइत छैक ई बात जहि प्रसंगमे हम कहने छी तकर अभिप्राय दोसर अछि। यथार्थक अर्थ ई नहि होइत छैक जे भावावेशमे, झोंकमे स्थितिक वर्णन कयल जाय। स्थितिक वैह वर्णन यथार्थ हेतैक जाहिमे ओकर सांगोपांगकेँ, वाह्य ओ अन्तरकेँ, सम्यक रूपसँ राखल जेतैक। जँ से नहि रहय आ एक दिशामे भगैत चल जाइ त' ओहिसँ यथार्थक पता नहि चलैत छैक।

दोसर बात एहिठाम ई अछि जे साहित्यमे यथार्थ कियैक आ कोना आवश्यक छैक। हिन्दीक प्रसिद्ध आलोचक नामवर सिंह लिखने छथि जे यथार्थ नून थिक। ओकर प्रयोग ओतबे कयल जाय जाहिसँ वर्णन ने त' अनोन लागय आ ने नोनछराह। एकर अतिरिक्त, प्रश्न ईहो अछि जे यथार्थ की थिक? हम अपन बातकेँ स्पष्ट करबाक लेल एकटा प्रश्ने कर' चाहब। आरक्षणक यथार्थकेँ ल' क' मंत्रेश्वर झा 'गुमटी' लिखलनि आ रमेश 'जनउ'। आरक्षणक यथार्थ कोनमे आयल छैक? घटनाक यथार्थ सेहो यथार्थ होइत छैक, मुदा घटनाक प्रभावक यथार्थ पर यदि ओ थाप मारय तखन। साकेतानन्दक एहि पोथीमे जे यथार्थ आयल अछि ओ यथास्थितिक वर्णन धरि सीमित अछि आ सेहो एकदम फिल्मी स्टाइलमे। अहाँ मोन पाड़ियौ जे बाढ़िमे दहाइत लोकक वर्णनकालमे बरखा सेहो होइत छैक। बरखा कत' होइत छैक आ कखन छूटि जाइत छैक से ध्यान देबाक वस्तु थिक। लालझाक मायक दाह संस्कार बेरमे पानि छूटि जाइत अछि आ ककरो डुबबाक वर्णन करबाक बेरमे पानि पड़' लगैत अछि। एतबे नहि, कोसी परिसरक यथार्थ अछि ओहिठामक संस्कृति। ओहिठामक मिथक। दार्शनिक मुद्रामे गप करब मिथिलाक लोकक यथार्थ अछि। मुदा, असमयमे शहनाइ बजायब यथार्थ हैत? रन्नू सरदार आ जीवन-मरणक प्रश्नक दार्शनिक विवेचन डुबैत-मरैत कालक यथार्थ नहि भ' सकैत अछि। एहि



प्रकारक अनेक उदाहरण ई प्रकट करैत अछि जे उपन्यासकार जे उपन्यासक कथा बुनलनि अछि ताहिमे अनेक ठाम उचला रहि गेलनि अछि। ओ केवल देखबेमे खराब नहि लगैत छैक, उपन्यासक कायाकेँ कमजोरो करैत छैक।

उपन्यासक यथार्थक प्रसंग एक बात आरो। बाढ़ि 1984 मे आयल, पोथी आयल 2003मे। टटका उपन्यासक रूपमे। तखन एहिमे जे बाढ़ि-वर्णनक यथार्थ अछि से स्मरणात्मक होयत अथवा संस्मरणात्मक। की अहाँकेँ नहि लगैत अछि जे पानिक बाढ़ि त' चलि गेल, मुदा भावुकताक बाढ़ि रहिये गेल! कोन बेसी विघटनकारी से कहब कठिन अछि।

**रमेश–** भाइ, अहाँ शिल्प आ शैली पर विस्तारसँ गप्प कयल अछि। आब एहि उपन्यासक भाषाक प्रसंग गप्प हमरा जरूरी बुझना जा रहल अछि। एक त' उपन्यासमे प्रयुक्त वर्त्तनी मिञ्झर-साँझर अछि। लोक जीवनक बर्तनी आ उपन्यासकारक अपन पारम्परिक वर्त्तनी दूनू आयल अछि। मैथिल ब्राह्मणक टोन आ मुसलमानी टोन दुनू आयल अछि। उपन्यासक टिप्पणीमे प्रयुक्त क्लिष्ट शब्दावली आ पात्रक कथोपकथनमे प्रयुक्त शब्दावलीमे संगतिक अभाव अछि। एहना स्थितिमे एहि उपन्यासक भाषा, वर्त्तनी, शब्दावली आदिक प्रति अहाँक केहन धारणा बनैत अछि? मैथिली उपन्यासक लोक-भाषाक परम्पराकेँ ई उपन्यास आगू बढ़बैत अछि वा यथास्थिति छोड़ि दैत अछि? कोसी क्षेत्रक अपन विशेष प्रकारक टोन ठाम-ठीम आबियो क' सम्पूर्ण रूपेँ नहि आयल अछि। आ मिथिला-मिहिर द्वारा स्थापित पारम्परिक वर्त्तनीक मोह उपन्यासकार त्यागि नहि सकल छथि। एहन गड्डमड्ड सन परिस्थितिकेँ पाठक कोना स्वीकार करत आ अहाँ कोन रूपमे आलोचकीय व्याख्या करब?

**मोहन भारद्वाज–** भाषाक प्रसंग एहि उपन्यासक स्थिति वस्तुत: दयनीय अछि। भाषाक काज की छैक? संवाद अथवा सम्बोधन। कहल गेल अछि जे साहित्य सम्बोधन होइत अछि। कोनो क्षेत्र विशेष, समाज विशेष अथवा वृहत्तर परिप्रेक्ष्यमे सम्पूर्ण मानव जातिकेँ रचनाकार सम्बोधित करैत अछि। ई उपन्यास ककरा सम्बोधित अछि? साकेतानन्द नवहट्टा परिसरक लोककेँ पाठकक रूपमे लक्ष्य बनबैत छथि अथवा पटना, दिल्ली आ विलायतक लोककेँ। यदि नवहट्टा परिसरक लोककेँ ओ सम्बोधित करैत

छथि, तखन ओहिठामक लोक द्वारा बाजल जाइत अंग्रेजी शब्दक टूटल रूपक सही रूप ब्रैकेटमे लिखबाक की प्रयोजन? बान्हक प्रसंगमे पचहत्तरि अथवा एकासी शब्दक प्रयोगसँ ओहिठामक लोककेँ तटबन्धक पचहत्तरि किलोमीटरक बोध नहि हेतैक? तखन ओकर व्याख्या ब्रैकेटमे कियैक लिखल गेल अछि? उपन्यास ओहि परिसरक बाहरक लोककेँ सम्बोधित अछि, तेँ धेमुड़ा नदी वस्तुत: धर्मदो नदी थिक से ब्रैकेटमे कहिक' हमरा बुझाओल गेल अछि। शिल्प आ भाषाक ई रूप उपन्यासकेँ सहज आ स्वाभाविक बनेबाक स्थानपर घोर कृत्रिम बना देलक अछि। यदि ई अनुवादक पोथी रहैत त' कदाचित ई पद्धति चलनसारि भ' सकैत छल जेना कोशी प्रांगणक चिट्ठीमे मणिपद्म केलनि अछि। दोसर बात, एक दिस स्थानीय वाग्धाराक आग्रह आ दोसर दिस 'तेन किम' तथा 'अतिस्वन वेग' सदृश शब्दक व्यवहार-एकरा की कहबैक? भाषाक झालमुरही, सैह ने?

आश्चर्य इहो होइत अछि जे जाहिठामक लोक एन.टी. रामाराव पर गप्प करैत अछि, अमेरिका द्वारा देल गेल रिलीफ नहि खेबाक चाही से बुझैत अछि से पोलिटिक्स आ पब्लिक शब्दक उच्चारण कर' नहि जनैत अछि। आजुक समयमे, एकैसम शताब्दीमे, गामक जनता सेहो अंग्रेजीक बहुत शब्दावलीसँ परिचित अछि आ ओकर प्रयोगो करैत अछि। उपन्यासकेँ खाँटी ग्रामीण परिवेशक झुल्ल पहिरेबाक लेल ई काज कयल गेल अछि। एहिसँ उपन्यासक सम्प्रेषणशीलतामे सुविधा नहि, बाधा होइत छैक।

उपन्यासक शिल्प आ भाषाक प्रसंग एकटा बात पर आरो ध्यान जाइत अछि। समुदायकेँ जातीय पृष्ठभूमिमे देखबाक कारणे उपन्यासकारकेँ ई आवश्यक लगलनि अछि जे हिन्दू, मुसलमान, हिन्दुओमे सभ जातिक प्रतिनिधित्व रहय। तकरा मुखर करबाक लेल सभजातिक लोक चाहक दोकान पर अथवा बाढ़िक विनाशलीलाक बेरमे एकट्ठा होइत अछि आ अपन-अपन बात रखैत अछि। गाममे विभिन्न जातिक लोक रहय आ ओ एकत्र भ' क' गप्प करय ई अस्वाभाविक नहि अछि। मुदा ई अस्वाभाविक अछि जे एकटा हिन्दू बाजल त' तकरा बाद एकटा मुसलमानक डायलाग देनाइ आवश्यक भ' जाय। उपन्यासमे जातीय अथवा धार्मिक एकता देखेबाक लेल, जकरा आजुक राजनीतिक शब्दावलीमे सामुदायिक एकता



कहै छैक तकरा प्रदर्शित करबाक लेल कृत्रिम मुद्रा अपनाओल जाय ई कठाइन लगैत अछि।

अहाँ भाषा और वर्त्तनीक प्रसंग बात उठौलहुँ अछि। मैथिल समाजमे कतेक स्तर छैक तकर प्रमाण ओहिठामक भाषा दैत अछि। अपने कहल, अहाँ कहलहुँ, तों कहलह, तों कहलैँ सनक शब्दावलीक प्रयोगसँ भाषेक स्तरीयता नहि, समाजोक स्तरीयता संकेतित होइत अछि। ई स्तरीयता जखन जातीय परिवेशमे देखार होइत अछि तखन ब्राह्मण अथवा सवर्ण लेल अपने आ अहाँ तथा अवर्णक लेल तों शब्दक प्रयोग अनिवार्य जकाँ भ' जाइत अछि। झलबा नाम भने हो, मुदा ओ ब्राह्मण छथि तेँ हुनका लेल आदरसूचक क्रियापदक प्रयोग सांस्कारिक विवशता थिक। तहिना आनो-आनो प्रसंगमे भाषाक प्रयोगसँ वर्णभेदक सूचना भेटैत अछि। साकेतानन्द अपन उपन्यासमे वर्णभेद के ल' क' चललाह अछि। ओहिसँ उपर उठबाक कोनो इच्छा आ प्रयास कतहु दृष्टिगत नहि होइत अछि।

**अशोक–** भाइ, एकटा बात जे एहि उपन्याससँ उभरैत अछि से गामक युवकलोकनिक साहस तथा पीड़ितक सहायता करबाक भावना थिक जखन कि सामान्यत: ओहि युवक सभकेँ अबंड कहल जाइत अछि। हम विशेष रूपेँ लम्बालाठी, कल्पुआ आ सिद्दीकक प्रसंग ल' रहल छी। ओ सभ जेना झलबा झा आ हुनकर पुतहुक जान बचबैत अछि, से पढ़ि क' लगैत अछि जे समाज जकरा आवारा, अबंड कहैत अछि से कतेक संवेदनशील होइये। की संवेदनशीलता एहने लोकसभमे बचल छै?

बहुतो भाषाक उपन्यास-कथा सभमे आवारा, अवंड चरित्रकेँ अत्यन्त संवेदनशील देखाक' ओकरा क्रान्तिकारी धरि बनाओल गेल अछि। ओसभ एहन सामाजिक काजक' बैसैत अछि जे आन नहि क' पबैये। की एहि चरित्र सभकेँ सर्वहाराक क्रान्तिकारितासँ जोड़ि क' देखल जा सकैये?

**मोहन भारद्वाज–** अहाँक ई प्रश्न दू विन्दु पर केन्द्रित अछि-संवेदनशीलता आ क्रान्तिकारिता। एहि प्रश्नक अन्तर्ध्वनि ई अछि जे समाज दू वर्गमे बँटल अछि-अभिजात अथवा कुलीन वर्ग तथा सर्वहारा अथवा जन-मजूर सभक आम लोकक वर्ग। वित्तहीन आ साधनहीन लोक सामान्यत: पराश्रयी होयबाक लेल बाध्य रहैत अछि। तेँ आश्रयदाताक

नजरिमे ओ अथवा ओकर पूरा परिवार आ समुदाय हेय होइत अछि। ओकर धिया-पूताक हड़ाशंखनी आ अबंड नाम पड़ैत छैक। अहाँ कहैत छी जे उपन्यासमे जे एहन अबंड पात्र अछि अर्थात् लम्बालाठी, कल्पुआ आ सिद्दीक से बेसी संवेदनशील अछि। ओकरामे मनुष्यता बाँचल छैक। एहिठाम पहिल बात हम वैह कहब जे कहि चुकल छी। बाढ़िक समयमे डुबैत-भसैत लोककेँ बचायब सामान्य आचरण नहि छियैक।

एहि प्रसंगमे कल्पुआ आ सिद्दीकबा वस्तुत: संवेदनशील अछि वा नहि से विचारणीय नहि अछि। रचनाकार ओकरा सभकेँ संवेदनशील पात्रक रूपमे पेश करबाक प्रयास केलनि अछि। तेँ कनेक काल लेल ओकरा संवेदनशील मानि लैत छी। तखन विचारबाक मुख्य बात ई भ' जाइत अछि जे की एहन संवेदनशील पात्रक प्रति रचनाकार संवेदनशील छथि? दोसर शब्दमे पूछल जा सकैत अछि जे की उपन्यासकारक सहृदयता समाजक आम लोकक प्रति छनि? हमरा जनैत उपन्यास से नहि कहैत अछि। पहिल बात त' ई जे प्रस्तुत उपन्यास स्वानुभूतिमूलक अछि, सहानुभूतिपरक नहि। साहित्यमे बेसी महत्वपूर्ण सहृदयता होइत छैक। तेँ एहि कृतिकेँ हम उपन्याससँ बेसी अखबारक आफ वीट स्टोरी कहलहुँ अछि।

दोसर बात, एहि उपन्यासमे समाजक तथाकथित शिष्ट-विशिष्ट व्यक्तिक प्रति रचनाकारक पक्षपात एकदम्मे देखार अछि। उपन्यासक शिल्प आ भाषा तथा घटनाक्रमक ट्रीटमेंट एहि तथ्यकेँ सोझाँ आनिये दैत अछि जे उपन्यास अभिजातवर्गीय खरिहानक वस्तु अछि। विस्तारभय सँ हम बेसी उदाहरण नहि द' मात्र एकटा बात कहब। बान्ह टुटलापर बाढ़ि आयल। लोक मरल। लाल झाक माय मरलथिन त' हुनका कोना जरायल जाय ताहि पर लेखक पोथीक पाँच-छौ पृष्ठ खर्च केलनि अछि। अपन पात्रक फौजकेँ लकड़ीक ब्योंत करबाक लेल झोंकि देलनि अछि, मुदा जखन गनेशी मरलाह त' ककरो पतो नहि चललै। बीस-बाइस घंटाक बाद हुनक मृत्युक सूचनामात्र भेटैत अछि। ई अन्तर कियैक छैक? एहि लेल जे लाल झा एखनहुँ बारह बीघा खेतक मालिक छथि। एहि लेल जे लाल झाक माय सम्भ्रान्त आ प्रतिष्ठित महिला छथिन। ई विशेषण हम नहि लगा रहल छी, उपन्यासकारे ओहि बूढ़िक परिचय एहि विशेषणक संग देलनि अछि। पटना वीमेन्स



कॉलेजमे पढ़ल डाक्टर पुत्री वीणा आ हुनकर आदरणीय पति अंशुमान शर्माक प्रति अतिरिक्त कमजोरीक बात त' कहबे केलहुँ अछि। एहेन अनेक प्रसंग अछि जे वास्तविकताकेँ सोझाँ आनि दैत अछि।

एहिठाम एकटा बात आरो कहब। उपन्यासकार बाढ़ि पीड़ितक स्थिति आ समस्या धरि नहि जा क' पहिनहि बस्ता बान्हि लेलनि अछि से अकारण नहि। वस्तुत: ओ खतरनाक मोहल्ला अछि।

जहाँ धरि शोषित-दलित लोकक अभिजनवर्गक लोकसँ बेसी संवेदनशील होयबाक तथा ओहि संवेदनशीलताक परिपाक क्रान्तिकारितामे होयबाक प्रश्न अछि त' सैद्धान्तिक रूपमे अहाँक एहि मान्यतासँ हम सहमत छी। ई होइत छैक आ भेलैक अछि। किन्तु एहि उपन्यासक प्रसंगमे ने त' तथाकथित अबंड आ बहकल लोकक संवेदनशील स्वभावक वर्णन भेल अछि आ ने ओकर क्रान्तिकारिताक। राजा सभक घुरदौड़ क्रान्तिकारिता नहि होइत छल। नेता सभक मादे अथवा ग्रामीण आ शहरी राजनीति पर चंडाल चौकड़ीमे गप्प करब क्रान्तिकारिता नहि होइत छैक।

**अशोक**– भाइ, एहि उपन्यासमे जे चरित्र सभ आयल अछि झलबा झा, निसार, मुखिया, लाल आदि जे पहिने आपसमे लड़ैत-झगड़ैत एक संग रहैत छल। एक दोसरा केँ नोकसानो करैत छल से विपत्ति पड़ला पर एक भ' गेल। विपत्तिमे एक होयब त' चिंरन्तन सत्य थिक। मुदा जाहि हिसाबेँ ई सभ बाढ़िकेँ मनुक्खक किरदानी मानैत अछि, ओहिमे व्यवस्थाक, सरकारक असफलता, निर्ममता देखैत अछि आ फलस्वरूप क्षोभ, आक्रोश उभरैत छैक आ खैरातक बदला मुआबजा मंगैत अछि से की मिथिलाक लोकक तथाकथित खैरातजीवी मानसिकतासँ फराक नहि लगैत अछि अहाँके, एखन धरि त' मिथिलाक बाढ़ि पीड़ित लोककेँ खैरातजीवी कहि उपहास कयल जाइत रहल अछि।

**मोहन भारद्वाज**– मिथिलाक लोक खैरातजीवी होइत अछि ई धारणा गलत अछि। मिथिलाक लोक गरीब होइत अछि। दाही-रौदीक विपदामे जीवनयापनक समस्या गंभीर होइत छैक से सत्य। पुरहितिया ब्राह्मणमे दान लेबाक प्रवृत्ति रहैत छैक ताहूमे सन्देह नहि। एहि प्रवृत्तिक जन्म कोन सामाजिक परिवेशमे होइत छैक से कहब बहुत विस्तारमे जायब होयत।

तखन एते धरि निश्चित जे मिथिलामे एहि प्रवृत्तिक विकासमे राजदरभंगाक महनीय अवदान छैक। तथापि मोन पाड़बाक ई थिक जे एहि सभबातक अछैत ग्रियर्सन मिथिलाक लोकक विशेषताक सूचीमे ओकर आत्माभिमानकेँ मुख्य स्थान देलनि अछि। तात्पर्य ई जे गरीबक उपहास करबाक सामन्ती संस्कारक देन थिक मिथिलाक लोककेँ खैरातजीवी कहब। कोशी प्रांगणक चिट्ठीमे विभूतिबाबू कोसीक बाढ़िमे डुबैत एकटा पंडितक खैरात नहि लेबाक जे वर्णन केलनि अछि से काल्पनिक नहि अछि। तेँ मिथिलाक लोकक सम्बन्धमे एहि निन्दन-प्रस्तावक हम विरोध करैत छी।

जत' धरि सर्वस्वांतमे खैरात लेबाक-नहि लेबाक आ मुआबजा मंगबाक प्रश्न अछि, उपन्यासकार कनफ्यूज्ड छथि अथवा बहुत चलाक छथि। खैरात ली वा नहि, उपन्यास कहैत अछि-ली। ककर देल खैरात ली? उपन्यास कहैत अछि साधु-सन्यासीक देल। तेँ रामकृष्ण मिशनक खैरात लेल जाइत अछि। बहस बढ़ैत अछि आ तखन औक्सफेम तथा श्रमभारतीक खैरात नहि लेबाक निर्णय होइत अछि। एहि निर्णयक कारण ई अछि जे ओहि संस्था सभकेँ विदेशी सहायता भेटैत छैक। रामकृष्ण मिशनक गहूम आ अमरिकी गहूममे अन्तरक बात कहल जाइत अछि। फेर तुरत्ते इहो कहल जाइत अछि कि जे लेबाक हैत से सरकारेसँ लेब। अर्थात् कोनो संस्थाक खैरात नहि लेब। कोर्टमे केस करब। लड़ब, मुआबजा लेब।

उपन्यासक एकटा छोट-छीन अध्यायमे एहन गम्भीर आ विचारोत्तेजक बात सभकेँ जाहि चलताउ ढंगसँ राखल गेल अछि से आश्चर्यजनक आ दुखद अछि। कप्पार पिटबाक मोन त' तखन होइत छैक जखन एहन ज्वलंत आ महत्वपूर्ण विषयवला अध्यायक अन्त हँसी-ठट्ठामे होइत अछि। ई कतेक भंयकर बात अछि तकर अनुमान पाठक क' सकैत छथि।

एही अध्यायमे इहो कहल गेल अछि जे हरियर कंच धान, गाछी विरछी, कुहकैत कोइलीक स्वर, लालक माय, कनियाक ननकिरबी, निसारक बूढ़ा आ गनेसी-एहि सभक क्षतिपूर्त्ति नहि भ' सकैत अछि। मतलब ई जे मुआबजाक विरोध सेहो कयल गेल अछि। सभ विकल्पक विरोध-समर्थन केवल रामकृष्ण मिशनक खैरातक; से केवल एहि लेल जे ओ खैरात नहि, रामकृष्ण स्वामीक प्रसाद छी। एहि तरहेँ रचनाकार नाक-कान छुबैत पहुँचि जाइत छथि धर्मक पण्डा लग। हुनक गन्तव्य स्पष्ट भ' जाइत अछि।



**अशोक-** भाइ, हमरा लगैत अछि जे उपन्यासक लेखक साकेतानन्द इलाकाक पूर्व मंत्री चौधरीजीक माध्यमसँ जे धारणा प्रकट केलनि अछि जे लोकक स्मरणशक्ति कमजोर होइत छैक, ओ सभ किछु बिसरि जायत आ रिलीफ भेटलापर सभ केलहा माफ क' देत से केहेन लगैत अछि अहाँके? की ई एक एहन धारणा नहि थिक जे व्यवस्थाक पक्षधरलोकनिकेँ शक्ति दैत रहलनि अछि? की व्यवस्थाक एहने सम्पोषकलोकनिक सोच-विचारसँ देशक मुख्यधाराक निर्माण होइत अछि?

**मोहन भारद्वाज-** साकेतानन्दक सर्वस्वांत उपन्यासक अन्त मनोहर चौधरीक एहि धारणा पर होइत अछि जे कोसिकन्हाक लोकमे बिसरबाक अद्‌भुत क्षमता छैक। कनेक दान कि खैरात भेटि गेला पर केहनो अपराध केँ ओ बिसरि जाइत अछि। ई तथ्य उपन्यासमे पहिनहु आयल अछि। कतेक ठाम। एकर आवृत्ति करैत उपन्यासकार एही धारणात्मक तथ्य पर उपन्यासक अन्त करैत छथि। प्रकारान्तरसँ ओ कहैत छथि जे मिथिलाक लोक निष्क्रिय, असमर्थ आ हुनके शब्दमे कही त' सर्द होइत अछि। हमरा जनैत इहो बात सही नहि अछि। मिथिलाक लोक गरीब, असहाय, आ शन्तिप्रिय होइतो संघर्षशील नहि होइत अछि से कहब उचित नहि होयत। अन्यायक आ अनुचितक एकसँ एक प्रतिरोध आ प्रतिकारक घटना अथवा उदाहरण मिथिलांचलमे प्रसिद्ध अछि। किन्तु एक आँखिसँ देखयबाला साहित्यकार बन्धु समाजक एहि कोटिक लोककेँ देखबे नहि केलनि अछि। मिथिलाक ब्राह्मणलोकनिकेँ पेटपोस्सा प्रवृत्तिक कहल गेल अछि, मुदा ओहू जातिमे एकसँ एक संघर्षशील चेतनाक लोक भेल छथि। राज्यकेँ अथवा राजपाटकेँ ठोकर मारिक' जीबाक बाट देखौनिहार मैथिलजनक कमी नहि अछि। प्रयोजन अछि एहन मेहनतिया लोककेँ देखबाक। झारखण्डक विरसा मुण्डा अमर भ' गेला, मुदा पूर्णियाक सैनी मुसहरक कियो नाम लेब' बला नहि छै। मनोहर चौधरी अथवा हुनका माध्यमसँ साकेतानन्द मिथिलाक लोककेँ अकर्मण्य, नपुंसक आ लतखोर कहैत छथि त' एकरा हुनक व्यक्तिगत धारणा कहि क' नहि टारल जा सकैत अछि। वस्तुतः ई मिथिला आ ओहि जनपदक अपमान थिक। ई अपमान मिथिलाकेँ सभ दिन कतिया क' रखबाक जाहि षड्यंत्रक परिणाम थिक ताहिमे की साकेतानन्द शामिल

छथि? कोनो समाजमे नकारात्मक आ सकारात्मक बात होइतहि छैक। केवल नकारात्मक पक्षकेँ देखब प्रगतिशीलता त' एकदम्मे नहि, यथास्थितिक समर्थनक डेग थिक।

एहि मानसिकता, एहि जातीय स्वभावकेँ ल' क' देशक मुख्यधाराक संग चलबाक बात सेहो कयल गेल अछि। एकर की अर्थ? मुख्यधारा माने की? स्पष्ट अछि जे मुख्यधाराक अर्थ विकासधारा नहि थिक। वर्त्तमान राजनीतिमे मुख्यधारा कहि क' हिन्दूधाराक परिचय देल जा रहलैक अछि। की साकेतानन्दक संकेत ओम्हरे छनि?

**अजित–** उपन्यासक कथा पूर्वी तटबन्धक कतबहिमे बसल गाम सभक अछि। ई ओहि पारक कथा अछि जे बाढ़िसँ अभिशप्त अछि जखन कि एहि पारक खेरहा नदारद अछि। एहि पारक लोक बान्हक मादे की सोचैत अछि तकर कोनो उदाहरण नहि अछि एहिमे। ई त' एकतरफा विचार भेलैक ने?

खैरात आ मुआवजामे अन्तर होइतो कोनो ततेक अन्तर नहि होइत छैक। भीष्म साहनीक एकटा व्यंग्य नाटक छनि-मुआवजा। ओहिमे देखाओल गेलैक अछि जे अशेष नुकसान अछैतो लोक अल्प मुआवजा राशिक लेल जान गमौने रहैत अछि। की ठीक तहिना सर्वस्वांतक अन्त नहि लगैये?

एखन सम्पूर्ण भारतीय साहित्यमे, मैथिली साहित्यमे, एत' धरि जे रमेशक पोथी सभक नाम पोजिटिभ सेन्समे राखल जा रहलैक अछि तखन सर्वस्वांतक शीर्षक निगेटिव नहि छैक? सर्वस्वांत माने भेल सभ किछु समाप्त माने 'निगेटिव'। एहि निगेटिव सोचक माने की?

**मोहन भारद्वाज–** अहाँक प्रश्न बहुत उपयुक्त अछि। कोसीक बान्ह आ बाढ़िसँ जुड़ल स्थिति आ समस्या अनेक अछि। बान्हसँ विस्थापित भेल लोकक समस्या, बान्हक पश्चिमी आ पूर्वी तटबन्धक समस्या, बान्हक दुनू कातक गामक समस्या। साकेतानन्द एहि सभ स्थितिमे सँ मात्र एकटाक चयन केलनि अछि से थिक पूर्वी तटबन्धक बाहर बसल गाम नवहट्टाक 5 सितम्बर 1984केँ बान्ह टुटलाक कारणे सर्वस्वांत होयब। जाहि बिन्दु पर उपन्यासमे किछु कहले नहि गेल अछि अर्थात् जे उपन्यासक विषयवस्तु अछिये नहि ताहि प्रसंग किछु कहब उपन्याससँ बाहरक गप्प कहि क'



अनुचित बूझल जायत। एहिमे सन्देह नहि जे बाढ़िक संग पुनर्वासक समस्या पर गप्प नहि करब भयंकर आश्चर्यक विषय थिक। मुदा जेना हम कहि चुकल छी जे उपन्यासकार अपन गामक बाढ़िमे भसिया जेबाक घटनाकेँ अपन दृष्टिये अमर करबाक मानसिकतासँ ई उपन्यास लिखलनि अछि। ई उपन्यास पढ़लेसँ स्पष्ट होइत अछि। मैथिलीमे हमर गाम कहिक' कथा-कविता अबिते रहल अछि। ओही क्रममे एहि कृतिकेँ राखल जाय।

खैरात आ मुआबजा पर साकेतानन्द कतेक कनफ्यूज्ड छथि से हम कहि चुकल छी। ई कोनो आश्चर्यनजक बात नहि थिक जे भीष्म साहनी मुआबजा लेबाक निर्णय पर व्यंग्य करैत छथि आ साकेतानन्द एहि आचरणक माध्यमसँ बान्ह आ बाढ़िक समस्याक समाधाने नहि देखैत छथि, देशक मुख्यधारा मे मिलब सेहो मानैत छथि। वस्तुत: खैरात आ मुआबजामे ओतबे अन्तर अछि जतेक दान आ दक्षिणामे। एक्के गोत्रक ई दुनू राक्षस मनुष्यता विरोधी अछि। जहर अछि। ई बात भिन्न थिक जे कखनहु जहरोक उपयोग दबाइ रूपमे कयल जाय। ओकरा पयबाक इच्छा सहज नहि कहल जा सकैत अछि।

भीष्म साहनी आ साकेतानन्दक दृष्टिकोणमे तुलना करबाक धृष्टता हम नहि करब।

हमरा आश्चर्य अछि अहाँक एहि प्रश्न पर। उपन्यासकारक सम्पूर्ण दृष्टिये जखन नकारात्मक छनि तखन नाम नकारात्मक भेलनि त' कोन पैघ बात। एकटा बात एहिठाम मोन पड़ैत अछि। भूण्डलीकरणक प्रवक्तालोकनि अपन कुतर्ककेँ धकियबैत एहिठाम धरि पहुँचा देलनि अछि जे संसारमे विचारधाराक अन्त भ' रहल अछि अथवा भ' गेल अछि। साकेतानन्द यदि ओही लाइनमे ठाढ़ भ' अपन उपन्यासक नाम सर्वस्वांत रखैत छथि त' से उचिते। किन्तु आब एकर आवश्यकता बेसी गम्भीरतासँ अनुभव कयल जेबाक चाही जे एहि सभ विषय वस्तुकेँ ल' क' सकारात्मक तथा चेतनासम्पन्न उपन्यास लिखल जाय।

**अशोक–** भाइ, अहाँके नहि लगैत अछि जे बान्ह आ बाढ़िक मामिलामे ठीकेदार, अभियन्ता आ नेताक त्रिगुट सैह मुख्यधारामे अछि। ओकरा जनताक पीड़ासँ कोनो मतलब नहि छैक। की ई बात एहि

उपन्यासमे उभरि क' नहि आयल अछि? एहि सन्दर्भमे हम पूर्व मंत्री चौधरीक बान्ह टुटबाक मामिलामे राज्य सरकारक इंजीनियर-इन-चीफ पर भरोस करबाक विशेष रूपेँ उल्लेख कर' चाहब जखन कि नेताकेँ जनताक बातपर भरोस करबाक चाहैत छल।

**मोहन भारद्वाज–** अहाँक एहि प्रश्नक जे स्वरूप अछि से बान्ह आ बाढ़िपर देश-विदेशमे एखन जे विमर्श भ' रहल अछि तकर देन थिक। सम्पूर्ण विश्वमे पानिक प्राकृतिक बहाव के रोकि क' भूगोलमे परिवर्त्तन आनल जा रहल अछि। एक दिस नदीक बाढ़िकेँ बान्हक माध्यमसँ रोकबाक योजना आ दोसर दिस ओकर विरोध। दूनू काज अखिल भारतीय अथवा विश्व स्तरपर भ' रहल अछि। तकनीकी दृष्टिकोणसँ की सही आ की गलत से कहबाक स्थितिमे हम नहि छी। प्रकृतिक संग विज्ञानक लड़ाइ बहुत दिनसँ चलि रहल अछि। एहि मुद्दाकेँ ताहि रूपमे देखब उचित थिक। सैद्धान्तिक स्तरपर बान्ह बनेबाक योजना सही थिक वा नहि, यदि योजना सही अछि त' ओकर कार्यान्वयनमे अथवा परवर्ती कार्यक्रम मे त्रुटिक कारणे योजने केँ गलत कहब उचित नहि होयत। अहाँ जे प्रश्न केलहुँ अछि ताहिसँ ध्वनित ई होइत अछि जे बान्हक योजना आ तकर परवर्त्ती कार्यक्रमक कार्यान्वियनमे गडबडी होइत अछि आ से नेता, इंजीनियर अथवा प्रशासक आ ठीकेदारक त्रिगुट करैत अछि। भारतक एखन जे राजनीतिक स्थिति अछि ताहिमे जे आरोप-प्रत्यारोप चलि रहल अछि सेहो एही मान्यता दिस बेसी झुकल अछि। एहि उपन्यासमे बान्ह बनेबाक गलतीकेँ खुलिक' स्वीकारल गेल अछि। संगहि गलतीकेँ उघैत रहबाक विवशताक सेहो उल्लेख भेल अछि। मुख्य प्रश्न यैह अछि। यदि बान्ह बनायब गलती छल त' ओकर विकल्प ताकल जाय आ तकरा कार्यान्वित कयल जाय। महाराष्ट्रमे कोल्हापुर जिलाक उचांगी बान्हक ऊँचाइकेँ जनान्दोलनक दबाबमे सरकार कमक' देलक अछि। एतबे नहि, एकटा बान्हक स्थान पर छोट-छोट बान्ह बनेबाक प्रस्ताव पर सेहो गम्भीरतासँ विचार भ' रहल अछि। एहि प्रकारक कोनो विकल्पक अथवा जनान्दोलनक कोनो संकेत एहि उपन्यासमे



नहि भेटैत अछि। त्रिगुटमे जे महत्वपूर्ण घटक छथि से मनोहर चौधरी बनिक' बान्ह बनेबाक गलतीकेँ स्वीकारैत छथि। मुदा ततबे धरि। ओ तकरा बादो ओहि बान्हसँ होइत दुर्दशाक निवारणक मादे सोचब आवश्यक नहि बुझैत छथि। एही बिन्दु पर उपन्यासक अन्त करब रचनाकारक एहि निष्कर्षसँ सहमतिक सूचक थिक। ई स्थिति यथास्थितिवादी वा पलायनवादी सोचक परिणाम थिक।

जहाँ धरि बान्हक निर्माण अथवा बान्ह तोड़िक' बाढ़िकेँ गाम धरि पहुँचबाक घटनाक बात अछि आ ताहि सम्बन्धमे इंजीनियर इनचीफ मिस्टर मित्राक अभिमत अछि से सभटा राजनीतिक त्रिगुटीय गठजोड़क देन थिक। हम पहिने कहि चुकल छी जे अनेक आवश्यक प्रसंग दिस उपन्यासकार अपन एहि कृतिमे प्रसंगवश ध्यान ल' जाइत छथि, किन्तु से घाव पर नोने छिटबाक काज करैत अछि।

**अशोक–**भाइ, एहि उपन्यासक माध्यमसँ फेर ई तथ्य राखल गेल अछि जे नेपालमे बराजसँ पानि छोड़बाक कारणे बाढ़ि आयल। बिहार सरकारो ई बात कहैत रहल अछि। लोकोक यैह धारणा अछि। की एकर निदान नहि कयल जा सकैत अछि। संगहि एहि तरहक व्यवस्था नहि कयल जा सकैत अछि जे लोककेँ पहिने ई सूचना द' देल जाय जे बराजसँ पानि छोड़ल गेल अछि। बाढ़ि आबि सकैये। अपन व्यवस्था क' लिय'।

**मोहन भारद्वाज–** आइ कोसीक बाढ़िक प्रसंग ई कहल जाइत अछि जे नेपालमे बराजसँ पानि छोड़लाक कारणे बाढ़ि अबैत अछि आ तखने नवहट्टा सनक गामक दुर्घटना होइत अछि। विचारबाक ई थिक जे की पहिने बाढ़ि नहि अबैत छल। बाढ़ि अर्थात् पानि पृथ्वीक आवश्यक तत्व अछि आ प्राणी मात्र लेल अनिवार्य अछि। समस्या पानि नहि अछि, पानिक अधिकता अछि। पानिक अधिकतो नहि, ओकर उचित उपयोग अछि। ई पृथ्वी प्राकृतिक आ राजनीतिक दुनू स्तर पर विभाजित अछि। प्राकृतिक भूगोलक नक्शा आ राजनीतिक भूगोलक नक्शामे तारतम्य नहि अछि। पानिक अधिकताक उपयोगक समस्याक पाछाँ मूल कारण यैह अछि। गंगा नदी बिहार आ यू.

पी. धरि सीमित नहि अछि। नेपाल, भूटान आ बंगलादेश सेहो ओहिसँ जुड़ल अछि। कहबाक आशय ई जे पानिक उपयोगक समुचित व्यवस्था लेल जे राजनीतिक प्रबन्धन आवश्यक अछि से विभिन्न कारणसँ नहि भ' रहल अछि। यदि आइ कोसी पर बराज भीमनगरमे नहि भारतक भूमि पर पूर्णतः रहैत आ ओकर नियंत्रण सेहो भारतक अधीन रहितय त' स्थिति दोसर रहैत। आइ बराज सँ पानि छुटैत अछि त' तकर सूचना थोड़ बहुत लोककेँ देल जाइत छैक। एकरा आरो व्यापक बनेबाक आवश्यकता छैक। मुदा हम सभ नदी मातृक प्रदेशक लोक छी। हमरा सभक पशु-पक्षी बाढ़िक सूचना दैत अछि से ज्ञान हमर किए लुप्त भ' गेल अछि? प्रश्न ई अछि जे हम सभ पारम्परिक ज्ञान बिसरि रहल छी आ आधुनिक विज्ञानक अवगति भ' नहि रहल अछि। तैं दण्ड भोगब स्वाभाविक अछि। मानल जे अहू स्थितिक लेल दोषी सरकारे अछि। मुदा सरकार पर दबाव देब आ ओकर संग बारगेनिंग करब हमर जनपदीय शक्ति पर निर्भर करैत अछि जकरा राजनीतिक नेतालोकनि खण्ड-पखण्ड क' राखि देने छथि।

अक्टूबर
घर-बाहर, दिसम्बर 2003

卐





# संवाद जे नहि भ' सकल

**[सन्धान-1 मे कथाकार राजमोहन झा संग संवाद रहय। ओही क्रम मे सन्धान-2 मे प्रभास कुमार चौधरीसँ संवादक योजना छल। कथाकार-उपन्यासकार प्रभास कुमार चौधरीसँ संवाद लेल हुनका एक प्रश्नावली पठौने रहियनि। दिसम्बर 1997 मे गछने रहथि जे जनवरी 1998 मे अवश्य ओकर उत्तर पठा देब। पठा नहि सकल रहथि। प्रतीक्षामे रही जे एहि बेर पटना औता त' अवश्य लेने आंता। मुदा पटना आयल हुनक मृत शरीर। उत्तर नहि आबि सकल। उत्तर नहि द' सकला। एहि अनुत्तरित प्रश्न के हम आब अपना लग राखि क' की करब? प्रभासजी त' उत्तर नहि द' सकला। तैं एहि प्रश्न सभकेँ मैथिलीक पाठक लोकनिकेँ सुनझा रहल छी।]**

(1) भाइ, अहाँक उपन्यास, कथा सभ पढ़ि लेलाक बाद कोनो मैथिली पाठककेँ अपन मातृभाषा पर गौरव भ' सकैत छै। पूराक पूरा उपन्यास एक बैसकमे पढबा लेल बाध्य भ' कय अहाँक लेखनीक चुम्बकीय गुण के सेहो जानल जा सकैये। आमसँ ल' कय प्रबुद्ध पाठक धरि के तृप्तिक हेतु अहाँक अनेक कथा/उपन्यास उपलब्ध अछि। पाँच-पाँचटा मोटगर उपन्यास, सयटासँ बेसी कथाक रचना, युवा लेखन संस्थाक आजीवन सचिवक उत्तरदायित्व, अनामा, कथा-दिशा, प्रवासी पत्रिकाक सम्पादन, अपन अनुज रचनाकारकेँ सतत प्रोत्साहन देबाक लेल उद्यत अग्रज-एहि सभ रूपक कार्य मे कोना तालमेल बैसबै छी अहाँ? खास क' कय मिथिलाक एकटा जमीन्दार परिवारक राजसी लोक आ जीवन बीमा निगमक उच्च अधिकारीसँ ई सभ कोना सम्भव भेलैक? कोन उद्दाम भूख, कोन अतृप्ति, अहाँसँ ई सभ करौलक आ एखनहुँ करा रहल अछि?

(2) अहाँक कथा-संग्रह **प्रभासक कथा** जाहि पर अहाँके साहित्य अकादमीसँ पुरस्कार प्राप्त भेल अछि ओहिमे अहाँ किछु आशीष/ शुभकामना/ सम्मति छपने छी। पहिले सम्मति अछि मिथिला मिहिर, कथा अंक 1962 क 'प्रभास कुमार चौधरी माने विरोधाभासक साक्षात उदाहरण। एक दिस राजसी मनोवृत्ति दोसर दिस स्वावलम्बिताक हेतु घनघोर श्रम! पटना विश्वविद्यालयक रंगीन वातावरणमे रहितो फूसि फटकसँ निर्लिप्त। प्रतिभाक एहन धनी जे अल्प समयमे स्वनामधन्य! स्वाध्यायी, स्वयं-सेवक।' ई सम्मति अहाँके अपना केहेन लगैत अछि? एहि सम्बन्धमे कोनो टिप्पणी कर' चाहब?

(3) भाइ, अहाँक व्यक्तित्वमे ई विरोधाभास लेखनमे कोन रूपें सहायक भेल अछि? कोना सधलहुँ एकरा अहाँ जाहिसँ एतेक रास नीक आ श्रेष्ठ कथा, उपन्यास अहाँ मैथिलीमे द' सकलहुँ?

(4) भाइ, **नवघर उठय पुरान घर खसय** अहाँक पहिल कथा संग्रह थिक। ओहि संग्रहक पहिल कथा अछि 'आयल पानि गेल पानि...।' ओहि कथाक नायिका अछि एकटा ट्रेन्ड दाइ गंगा। सभ लोक ओकरा भ्रष्टा बूझैत छै। ओकरा सम्बन्धमे स्वादि-स्वादि गप्प करैत अछि। कथाक अन्तमे गंगा कहैत अछि, 'हम जत' जाइ छी तेरह वर्षसँ तिरपन वर्षक बएसक लोक के भ्रष्टे पबैत छी। हमरा एहन सन लगैत अछि जे संसार आइ स्त्रीगण के माय ओ बहीनिक दर्जा नहि देब' चाहैत अछि। ओ चाहैत अछि जे स्त्रीगण ओकर उपभोगक बस्तु बनल रहए।' लगभग पैंतीस-चालीस वर्ष पूर्व लिखल अहाँक कथाक नायिक गंगा जँ आइ पुनः ओहि गाममे आबय त' की अहाँके लगैये जे ओकरा कोनो परिवर्त्तन लगतैक? एहि अन्तरालमे कोनो नोकरिहारा स्त्रीगणक प्रति लोकक मानसिकतामे कोनो परिवर्त्तन अयलैक अछि? यदि हँ त' केहेन? कोना? यदि नहि त' कियैक नहि?

(5) मिथिलाक जे कस्वानुमा गाम सभ अछि ओहिमे कोन तरहक परिवर्त्तन अहाँके दृष्टिगोचर होइत अछि? सामाजिक-सांस्कृतिक आ आर्थिक रूपसँ कि गाम आगू बढ़ल अछि? खास क' कय देशक स्वतंत्रताक बाद? अहाँ तँ हालहिमे विदेश भ्रमण क' कय वापस अएलहुँ अछि। सम्पूर्ण देश



मे सेहो विभिन्न स्थान पर जयबाक अवसर भेटल अछि अहाँके। मिथिलाक गाम ओ आन ठामक गाममे कोनो अन्तर लगैत अछि अहाँके? मिथिलाक गाम के शेष भागक गामसँ कोना फराक करबैक?

(6) एक क्षेत्रक रूपमे मिथिला देशक अन्य भागसँ सामाजिक आ सांस्कृतिक दृष्टिसँ कोना फराक अछि? मिथिलाक वर्त्तमान के अहाँ कोना परिभाषित करबैक?

(7) भाइ, अहाँक विभिन्न कथामे मिथिलाक ब्राह्मण-सामंतीलोक, निम्नवर्गीय जन-बोनिहार-श्रमिक आ शहरमे रहनिहार मैथिल खासक' कय ब्राह्मण पात्र-चरित्र भेटैत अछि। ई पात्र सभ गुजरात, उड़ीसा, बंगाल, महाराष्ट्रक कोनो गाम, शहरमे रहनिहार ओहि क्षेत्रक लोकसँ कोन रूपें फराक आ विशिष्ट लगैत अछि अहाँके? कहबाक अर्थ जे कोन रूपमे मैथिल लगैत अछि अहाँक पात्र सभ?

(8) भाइ, अपन उपन्यास '**अभिशप्त**' मे अहाँ किछु तथाकथित मैथिल सेवी, समर्थक नेता पर टिप्पणी कयलहुँ अछि? हुनकालोकनिक मानस उघार भेल अछि अहाँक कलमसँ। ओना एहि क्रममे उपन्यासक नायक प्रकाश जे एकटा लेखक छथि हुनको मानसिकता, द्वैध उघार भ' जाइये। मैथिलीसेवी नेता आ मैथिली लेखकक बीच सामंजस्यक अभाव बहुत दिनसँ चलैत आबि रहल छैक। एक दोसरा के बुझबाक, सम्मान करबाक जेना भावने नहि रहि गेलैक अछि। एम्हर ई बात आर तीव्र भ' रहलय। एक दोसरा पर दोषारोपण करबाक, उत्तरदायित्व फेकबाक, एक दोसराक काजक निन्दा करबाक प्रवृत्ति बढ़ि रहलय। की एकर कारण मैथिलीक घर ढनमनायब थिक? एकर मूलमे लक्ष्य विभ्रम, यथार्थक अज्ञानता अथवा प्राप्त सुविधाक उपयोग / उपभोग लेल कटाउझ त' ने थिक? अहाँ त' सामन्ती स्वभाव बुझबाक मर्मज्ञ छी। की सामंजस्य ओ एकतामे सैह स्वभाव त' ने बाधक भ' रहल अछि? की मानैत छी अहाँ? की लगैत अछि अहाँके?

(9) प्रभास भाइ, अहाँ हमरालोकनिक प्रमुख हस्ताक्षर छी। पछिला कतेक बरखसँ मैथिली, कथा-उपन्यास आ ओकर प्रकृति, प्रवृत्ति के एक

कलाकारक रूपमे देखि रहल छी। अहींक 'अभिशप्त' उपन्यासमे नायक प्रकाश अंजलि सिन्हासँ गप्प करैत कहैत छथि, 'नीक कथा कहब आ लिखब जेना भूतक गप्प भ' गेल हो। एकटा पैघ महत्त्वपूर्ण वक्तव्यक संग एकटा फिसड्डी रचना। वक्तव्य सर्वत्र भेटि रहल अछि रचना कतहु नहि। जेना वक्तव्य आ नारावाजी साहित्य बनि गेल हो।' चारूकात जे लिखल जा रहल छल तेकरा पढ़ला पर प्रकाशक ई. वक्तव्य रहय। की प्रकाशक वक्तव्य के अहाँ अपन वक्तव्य मानब? यदि हँ, त' प्रकाशक तहिया देल वक्तव्य आ आजुक वक्तव्यमे मैथिली कथाक सन्दर्भमे कोनो फर्क पड़तैक? की आइ लिखल जा रहल मैथिली कथामे अहाँके तहियासँ कोनो परिवर्त्तनक संकेत भेटैत अछि? यदि हँ त' कोना? कने स्पष्ट कहियौक?

(10) भाइ, गामक कथा खूब कहलियैक अछि अहाँ। गामक लोकक कथा सेहो। गाम पर बहुत रास टिप्पणी अछि। गाममे सम्बन्ध कोना टूटि रहल छैक। कियो सुख-दुखक संगी नहि छैक। मौज-मस्तीक पार्टनर छैक। 'अभिशप्त' मे प्रकाशक पिता कहैत छथि जे कोनो टूटल चीजक मरम्मति सम्भव नहि छैक। कारण सम्बन्ध टूटि गेल छै। भाइ, की प्रकाशक पिताक ई टिप्पणी 'कान्ह पर राखल जुआ आर भरिगर' भ' जेबाक कारणे छनि, की लोकमे आयल परिवर्त्तनक कारण? की अहाँ एहि बातसँ सहमत छी जे टूटल चीजक मरम्मति सम्भव नहि छैक?

(11) अहाँक विभिन्न कथा मे 'सम्बन्ध' बहुत प्रमुखता सँ उभरिक' अबैत अछि। पिता-पुत्रक सम्बन्ध, भाइ-भाइक सम्बन्ध, पति-पत्नी, प्रेमी-प्रेमिका, दोस, अपनासँ फराक समाज ओ समाजक लोकसँ सम्बन्धक विभिन्न रंग अहाँक कथा पढ़ि देखल जा सकैत अछि। जायज आ नजायज सम्बन्ध सेहो अहाँक लेखनक एजेण्डामे खूबे रहल अछि। किये? की सम्बन्ध अहाँके परेशान करैत अछि? सम्बन्धमे आस्था ओ अनास्था पर अहाँक की टिप्पणी होयत? बदलैत सम्बन्धक जड़िमे कोन तत्त्व अहाँके प्रमुख लगैत अछि?

(12) समाजमे बड़का ओ तथाकथित छोटका लोकक बीच सम्बन्ध मे आयल परिवर्त्तनक की प्रमुख कारण अहाँ मानैत छी? संगहिं सम्बन्ध सुधारबाक लेल की सभ जरूरी लगैत अछि अहाँके?



(13) भाइ, की अहाँक रचनाकार के लगैत अछि जे विभिन्न सम्बन्ध पर आर लिखबाक आवश्यकता छैक? कोनो विशेष योजना अछि? यदि हँ त' कियैक? यदि नहि त' किये नहि?

(14) भाइ, अहाँक कथा आ उपन्यासक विभिन्न नायकलोकनि जे साधारणतया सवर्ण वर्गसँ अबैत छथि कोनो दुख, संताप, क्षोभ, ओझराहटि मे कोनो मलहटोली, खतबे वा मुसहरटोली दिस चल जाइत छथि। किये? कोनो विशेष प्रयोजनसँ अथवा अनायासे? की टूटल सम्बन्धक मरम्मति लेल अथवा शक्ति ग्रहण करबाक लेल? की स्नेह-सुख पयबाक लेल? कोनो बुढ़िया वा मोदिआइन, झिल्ली-मुरहीवाली स्नेहिल स्त्रीक सानिध्य हुनका कियैक नीक लगैत छनि?

(15) प्रभास भाइ, अहाँक उपन्यास **युगपुरुष**, **राजापोखरि मे कतेक मछरी**, **नवारम्भ**, **हमरा लग रहब** आ अनेक कथामे नायकक बाल आ किशोर अवस्थाक वर्णन बहुत आवेशसँ कयल गेल अछि। गामक बोन-झाँखुर स्कूल, बुढ़िया सभ, छौडा-छौडी संगी, ढहल-ढनमनायल घर, स्नेह करैवाली दीदी, काकी कतेक रास चम्पा, नीरू, आ बिढ़नी। भाइ, एकटा बात पूछै छी, लगैत छै जेना सभ नायक-पात्रमे सँ बालक प्रभास टुकुर-टुकुर तकैत हो। अपन नेनपन कियैक एतेक पसिन्न अछि अहाँके? की नेनपनक किछु आरो बात रहि गेल अछि जेकरा कहबाक खगता अहाँ अनुभव करैत होइ?

(16) भाइ, अहाँक विभिन्न उपन्यास, कथामे किशोर आ बाल-अवस्था मे कतेक रास 'चम्पा' हेरा जाइत अछि। नायकक संग ओहि सखी सभसँ छूटि जाइत छैक। जकर टीस ओ कचोट नायक बहुत दिन तक भोगैत रहैये। ई टीस 'बिढ़नीक डंक' जकाँ 'नेपाली बोको' के दुख दैत रहैत छैक। अपन सखी सभसँ एतेक स्नेह केनिहार नायक के जखन कहियो पैघ भेला पर ओ सखीलोकनि ओहिना अनमधाने भेटि जाइत छथिन त' ओ पबैत अछि जे कियो सुखी नहि छथि। कोनो ने कोनो कारणे ओ स्त्री सभ वियाहक बाद कष्टे मे छथि। की नायकक संग वियाहसँ ओ नेनपनक सखी सुखी भ' जइतथि? जखन कि नायकलोकनि त' हुनका छोड़ैत रहलथिन अपन कैरियरक पाछू? कहियो हुनकर हाथ पकड़बाक हिम्मति नहि केलथिन।

(17) भाइ, अहाँक उपन्यास युगपुरुषमे नायक अंतमे कहैत अछि अपनासँ, 'मुदा हम? हम की करब? एहिना गाम आ पटनाक बीच डोलैत रहब पेण्डुलम जकाँ? कहियो स्थिर नहि भ' सकब। आनन्द, रमण, रतना सभ त' आगू बढ़ल जा रहल अछि। हमहीं ठाढ़ भेल तमाशा देखि रहल छी?' ओ तकरबाद लाइन पर सँ पाथर उठा-उठाक' बताह जकाँ बिजलीक खम्भा पर मार' लगैत अछि। भाइ, की अहाँ अनुभव करैत छी जे युगपुरुष क 'हम' एकदम भीरु आ भावुक लोक अछि। खम्भा पर पाथर मारब ओकर खौंझक द्योतक थिक?

(18) भाइ, 'युगपुरुष' चरित्रहीन, बदमास, चालाक, धुरफन्दी रतना थिक की ओकर संगी-भावुक, भीरु, नीक लोक 'हम'? केकरा अहाँ युगपुरुष मानबैक? रतना यदि युगपुरुष थिक त' किये?

(19) भाइ, मैथिली कथा/उपन्यास संयुक्त परिवार व्यवस्था के विषय बनाक' बहुत कम लिखल गेल अछि। ओहि पर कम टिप्पणी आयल अछि। अहाँके आलोचकलोकनि ढहैत सामंती व्यवस्थाक कथाकार कहैत छथि। की संयुक्त परिवारक संरचना पर सामंती स्वभाव आ मानसिकता फड़ल-फुलायल? सामंती व्यवस्था ढहल त' संयुक्त परिवार व्यवस्थो ढहि गेल। की लगैयै अहाँके?

(20) भाइ, हमरा लगैयै अहाँक लेखक अपन विभिन्न कथा/उपन्यास मे ढहैत आ टूटैत संयुक्त परिवार व्यवस्थाक दर्द के अनुभव करैयै। ओकरा लगैत छै जे किछु छूटि रहल अछि। टूटि रहल अछि। संयुक्त परिवारक सभ सदस्य के डेबल जेबाक बेचैनी अनुभव करैयै। मुदा से आर्थिक असमर्थताक कारणे सम्भव नहि भ' पबैत छै। मुदा चाहैत अछि जे होइ। एहिसँ उत्पन्न तनाव अनेक कथामे दृष्टिगोचर होइत अछि। की हमर एहि बातसँ अहाँ सहमत छी?

(21) प्रभास भाइ, हमरा इहो लगैयै जे अहाँक विभिन्न नायक सभ जे संयुक्त परिवार व्यवस्था टूटबाक करणे क्षोभ आ विभ्रमक स्थितिमे



अछि, सन्धिस्थल पर ठाढ़ अंतिम लोक थिक। ओ संयुक्त परिवारक टूटल-भांगल अवशेष पर ठाढ़ अछि। जेकरा पुरना छोड़लो नहि जाइत छैक आ नवका नीको लगैत छैक। हमर एहि मन्तव्य पर अहाँ कोनो टिप्पणी कर' चाहब?

(22) भाइ, अहाँक एक बड़ नीक कथा अछि 'अरगनी'। जकर अंतिम पाँती अछि, 'ओहिना पड़ल-पड़ल खिड़कीसँ आङनमे ठाढ़ 'अरगनी' के देखैत छी जाहि पर आइ बाँसक नव टुकड़ा राखि देल गेल छैक आ ओहि पर बहुत रास कपड़ा सुखा रहल छैक' भाइ, पीढ़ी दर पीढ़ी चलैत कर्त्ता-पुरुषक उत्तराधिकार की अहाँके अकच्छ करैत अछि? मध्यवर्गीय परिवारक जेठ बेटा होयब केहेन, लगैत अछि अहाँके?

(23) प्रभाम भाइ, अहाँक 'लिफाफ बन्द: चिट्ठी खूजल' आ 'पिता' कथाक पिता आ 'सम्बादहीन' कथाक पापामे पीढ़ीक अन्तर मौजूद अछि। समयक अन्तर स्वाभाविक अछि। एकटा रचनाकारक रूपमे दूनू पीढ़ीक पितामे की अन्तर पबैत छी अहाँ? एकटा पिता आ व्यक्तिक रूप मे दुनू पिताके कोना फुटकाओल जा सकैयै?

(24) भाइ, अहाँक 'भयाक्रान्त' कथामे पत्नी पति के कहैत छथि, 'असलमे अहाँ सन लोक के वियाहे नहि करक चाही। सभटा झंझटसँ चैन।' की अहाँके लगैत अछि जे पतिक कर्तव्य बहुत जटिल भेल जा रहल छैक? अथवा लोक व्यक्तिपरक होइत-होइत केवल अपनामे सिमटि के जीब' चाहैयै? निखालिस 'अपन' सुख भोग' चाहैयै। पुरुषक एहि क्षरण पर कोनो टिप्पणी? जेना अहाँ ओही कथामे कहैत छी जे 'एहने क्षणमे पुरूषक मोनमे बुधियारी जन्म लैत छैक'।

(25) भाइ, लगैयै हमरो मोनमे बुधियारीक जन्म भ' रहल अछि। कनियें जोरसँ पुछैत छी, की अहाँके बंगाली स्त्री नीक लगैत अछि? नीक लगबाक की कारण सभ भ' सकैत अछि?

(26) बंगाली उपन्यास केहेन लगैत अछि अहाँके? की अहाँके लगैये जे शरदचन्द्र, विमल मित्र लोकनि बंगाली स्त्रीक महानता, प्रौढ़ता, देखेबाक लेल हुनकालोकनि के स्नेहमयी, ममतामयी, बनेबाक लेल कोनो इन्द्रजाल रचैत छथि? यथार्थसँ किछु ऊपरो भ' जाइत छथि। अहाँके ई बात एहि दुआरे पुछैत छी जे अहाँ अपन 'हमरा लग रहब?' उपन्यासमे शीला सन चरित्रक रचना कयल अछि। जे बहुत उदात्त अछि।

(27) एही प्रसंग आ सन्दर्भमे एकटा आर जिज्ञासा। मैथिली उपन्यासकार बंगला सन 'इन्द्रजाल' कियैक नहि रचि पबैत छथि? की स्त्रीक प्रति अपन दृष्टिकोणक कारणे? वर्णवादी आ पुरुष वर्चस्वक मानसिकता त' ने हावी छनि? की लगैये अहाँके?

(28) भाइ, बात के कने दोसर दिस ल' चली। अहाँक कथा आ उपन्यास सभमे दलित आ पिछड़ल लोक सभक इज्जति आ प्रतिष्ठाक प्रश्न मुख्य रूपसँ उभरिक' समक्ष अबैत अछि। बाबू, भैया लोकनि अपन कुल, धन आ सत्ताक निशामे लचार पिछड़ल लोक के 'लतखुर्दनि' क' कय राखि दैत छथिन। बेटी-पुतहु कें 'घोकि' दैत छथिन। की अखनो स्वतंत्रताक पचास वर्षक वादो अहाँ वेह स्थिति पबैत छी अथवा स्थितिमे कोनो परिवर्त्तन भेलैक अछि। यदि परिवर्तन भेलैक अछि त' की अहाँ ओहिसँ संतुष्ट छी?

(29) अहाँक कथा सभ मे लचार लोकक दैहिक शोषणक गप्प बहुत भेटैत अछि। कतेक कथा त' ओही पर आधारित अछि। सवर्ण समाजक मजबूर ओ गरीब लोक के अहाँ नपुंशक आ स्त्रीके पतिता पबैत छी। दलित आ पिछड़ल लोकक त' प्रश्ने नहि अछि। की अहाँके लगैत अछि जे ई पुरुषक नपुंसकता आ स्त्रीक पतितपना चाहे सवर्ण हो अथवा दलित अर्थक दुश्चक्रक कारणे अछि? अर्थे मूल समस्या छैक? यदि आर्थिक आधार सुदृढ़ भ' जाइक त' दैहिक शोषण आ पतितपना, नपुंसकता समाप्त भ' जेतैक?



(30) भाइ, अहाँक कथा 'मलाहक टोल' क फुलेसरी नहि बिसरल जाइवला चरित्र अछि। कदाचित् अहूँ ओहि पात्र संग संवेदनात्मक स्तर पर बेस गहींरसँ जुड़ल छी। तैं ओ चरित्र पुन: इन्द्रधनुषमे सेहो आयल अछि। भाइ, एकटा बात पुछै छी। फुलेसरी कहिया धरि चेथरी भेल नुआ के फाड़ि-फाड़िक' ओहि मलाहक टोलक ओहि ठुट्ठ गाछ तर नाचि नाचिक' गबैत रहतैक 'हाली-हाली बरिसू इन्नर देवता'? की सभ दिन धरतीक दरारि फाटले रहतैक? की इन्नर देवता आबिक' कहियो धरतीक कोखि जुड़ौतैक नहि? धरतीक बेटामे ओ सामर्थ कहिया औतैक भाइ? एक रचनाकार रूपमे की लगैए अहाँके?

(31) प्रभास भाइ, एकटा जिज्ञासा! की रचना सभक माध्यमे अहाँ अपन आत्मकथा लीखि गेल छी अथवा फराकसँ आत्मकथा लिखबाक खगता अनुभव करैत छी? यदि करैत छी त' कियै?

(32) अन्तमे भाइ, कत्तौ अहाँ अपन घर बनेबाक सूरसार क' रहल छी की ने? कोनो शहर मे?

(सन्धान-3, जनवरी 1999)

卐

मैथिलीमे नारा पर साहित्य नहि लिखल गेल
मायानन्द मिश्र

आधुनिकता एकटा सकारात्मक आ धनात्मक मूल्य अछि
राजमोहन झा

मिथिलाक सामाजिक विकासक क्रम छिन्नमस्ता भ' चुकल अछि
धूमकेतु

मैथिलीमे लिखल साहित्यक मैथिलत्व ओकर भाषा अछि
सुभाषचन्द्र यादव

कथाकार अपन लेखनमे क्रमशः अधिक लोकोन्मुख होइत गेलाह अछि
कुलानन्द मिश्र

मैथिली साहित्यक आलोचना मिथिलाकेँ पढ़िक' कयल जेबाक चाही
मोहन भारद्वाज